



अँगनामे रहै छला ओ अस्थायी रूपे, मुदा आब स्थायी रूपे रहता, तँए दुनू परानीक ऐगला जिनगीक पहिल काज यएह स्थायित्व आनब छेलैन।

तीन बजे भोरे नीन टुटिते वरस्पैत कक्काक मनमे एलैन जे अखन धरि दुनू परानीक बीच बिनु ठौर-ठेकानक जिनगी छल। कहियो गाए-महींस गनैक ड्यूटी करै छेलौं, तँ कहियो भोँटक बूथपर सवा किलो मिठाइ महावीरजी केँ कबुल, जाइ छेलौं। तहिना पत्नियोँक छेलैन। ओना बापक घरमे जीबैक सभ लूरि सीख नेने छेली। तेकर कारण छल जे पिता सदिकाल चरिया-चरिया कहैत रहै छेलैन जे अपन जिनगीक काज हर मनुखकेँ चीनहक चाही। हाथ-पएर सभकेँ छइहे, जखने ओकरा ओइ काजकेँ पकड़ैक लूरि भऽ जेतै तखने ढलानपर ढलकैत गाड़ी जकाँ जिनगी असानीसँ चलए लगत।

ओना वरस्पैत कक्काक संग भेला पछाइत सुगिया काकी किसान परिवारक कन्याँसँ नोकरिहारा परिवारक कनियाँ बनि गेल छेली। तँए क्रियामे जहिना सभकेँ होइ छै तहिना सुगियो काकीकेँ भेले रहैन।

तीन बजे भोरे वरस्पैत काकाकेँ नीन टुटिते पत्नीकेँ जगबैक विचारसँ बजला-

“पैछला चालि-ढालि छोड़ू, एते दिन दोसरक हाथमे छेलौं तँए दोसर जिनगी छल, आइसँ स्वतंत्र भेलौं। तँए जिनगीक चालि-ढालि सेहो ने तोड़ए-जोड़ए पडत। तहूमे जखन हम केतौ आ अहाँ केतौ चिड़ै जकाँ छेलौं तखुनका आ आब एक्के घर-दुआरिमे दिन-राति मनुख जकाँ रहब, से तँ अपने ने विचार करैत चलब।”

ओना सुगिया काकीक नीन सेहो टुटले छेलैन, मुदा चुपचाप अपन बुढ़ाड़ीक जिनगीक हिसाब लगबै छेली जे आब केतबो सींग कटा नेरू बनब से पार लागत। तहूमे दुनू परानी एक उमेरिये छी तँए रोगो-बियाधि तँ ओहने ने धड़त।

मने-मन सुगिया काकी वौआइते छेली कि वरस्पैत कक्काक अवाज सुनली।

ओना वरस्पैत काका ओछाइन छोड़ि उठि गेल छला, तहूमे गाममे बिजली आबि गेने देहक पानिमे सेहो कनी-मनी करेन्ट आबिए गेल छेलैन। ओछाइनपर सुतले-सुतल सुगिया काका बजली-

“दिन-रातिक वसन्त वेलमे किए औनाइ छी?”

अपन मनक बाट पकैड़ वरस्पैत काका शेष जिनगीक दिशामे दिशा ताकए चाहै छला तँए पत्नीक बातकेँ नीक जकाँ अँगेज नइ सकला। अपने बेथे बेथाएल बेकती जकाँ वरस्पैत काका समाजिक जिनगीमे पएर रोपए चाहै छला। तँए विचारसँ लऽ कऽ समाजक सम्बन्धक क्रिया धरि संलग्न करबाक छैन। नोकरिहारा जिनगी रहने एते तँ भाइए गेल छेलैन जे गाममे नइ रहने छुतको केश आ सराधो-बिआहक भोज छुटि गेले छेलैन जइसँ समाजिक सम्बन्धमे सेहो कमी आबिये गेल छेलैन।

वरस्पैत काका बजला-




“औनाइ कहाँ छी, पौनाइ तकै छी। दुनू गोरेक बीचक जिनगीक बात अछि किने, तँए दुनू गोरे जँ विचारि नइ चलब तँ सदिकाल दुनू परानियोँमे खटपट होइते रहत।”

जिनगीक अलिसाएल (माने अठबजिया सुति उठनिहारि) देह, मुदा पतिक विचार तँ सेहो दोसर पाशापर छेलैन्हे। अँघस-मँघस करैत सुगिया काकी उठली। उठि तँ गेली मुदा मनमे होनि जे कनीकाल आरो ओछाइन धेनहि रहितौं...।

अपन ऐगला जिनगीक ओहन रूप वरस्पैत काका बनबए चाहै छला जेना समाजमे समाज बनि समाज रहैए। मुदा समाजो तँ समाज छी। सनातनी धारामे बहैत नीक-सँ-नीक आ अधला-सँ-अधलाकेँ अपन धारमे गलित-पचित करैत अनवरत बहैत आबि रहल अछि आ आगूओ बहैत रहत। भलेँ गदियाएल बेसी हुअए कि मटियाएल। मुदा वरस्पैत काका तँ नीतिशास्त्रक विद्यार्थी, विद्यार्थी जीवनसँ शिक्षक धरि रहला तँए मन बेसी ओम्हरे लटकल रहैन। ओना ई बात वरस्पैत काकाकेँ बुझल छैन जे नीति, रीति, गीत, मीत आ हित समए आ स्थानक अनुकूल चलैए। जँ से नइ चलैत तँ गीत गीते छी जे नीके लगैए मुदा समए-स्थानक भेद भेने किए कोइलीक स्वर कौआक भऽ जाइ छइ?

ओछाइनपर पड़ल सुगिया काकीक मन अग-दिगमे पड़ल छेलैन। जँ उठै छी तँ अपन सुखक नीन जाएत आ जँ नइ उठै छी तँ पतिक पतिपना जाएत। तहूमे काल्हिये सेवा निवृत्ति भेला अछि, लगले कहता जे जाबे कमाइ छेलौं माने नोकरी करै छेलौं आ हाथमे हरियरका कड़कड़ौआ नोट दइ छेलिऐन ताबे कमासूत पति छेलिऐन आ सेवा-निवृत्त होइते बोल-कहल भऽ गेली!

सामंजस करैत सुगिया काकी बजली-

“अखन ऐ अधरतियामे केतए जाएब! आउ, अही ओछाइनपर बैस जिनगीक सूत्रधार जकाँ अपनो दुनू गोरे सुतियाउ।”

ओना पत्नीक जे आग्रह छेलैन से वरस्पैत काका नइ बुझि पेला। तेकर कारण भेलैन जे पत्नीक पहिल शब्द जे ‘अधरतिया’ छेलैन, तेहीक वेद-भेद करैमे ओझरा गेल छला। जइसँ ओछाइन तक अबैत-अबैत धियाने हटि गेलैन।

वरस्पैत काकाकेँ मनमे उठल छेलैन ‘अधरतिया’ की भेल? यएह ने भेल जे जँ छह बजे सुर्यास्त होइए आ दोसर दिन छह बजे सुर्योदय हएत, तेकर बीचला सीमान बाहर बजे राति भेल। बाहर बजे रातिक पछाइत ने राति छोट होइत जाएत जइसँ अधरतिया बनत। अखन तँ रातिये राति ने राति चलत। मुदा भोरक उदय आ रातिक अस्त सेहो तँ एकटा सीमाने भेल किने। तैबीच जखन राति खटिया कऽ आधापर औत तखनो ने अधरतिया औत..?

मनक ओझराएल विचारकेँ सोझरबैत वरस्पैत काका बजला-




"बड़बढ़ियाँ कहलौं। अहूँ उठि कऽ बैसू आ हमहूँ बैसै छी।"

नइ चाहितो सुगिया काकी उठि कऽ बैसैत बजली-

"अहाँ सिरमा दिस बैसब आकि गोरथारी दिस?"

पौरुकी जकाँ जे तीन बजे भोरे घुटैक-घुटैक अपन मेदिनकेँ जगबैए आकि मेदिने घुटैक-घुटैक मेदकेँ जगबैए से तँ पौरुकीए जानए, मुदा वरस्पैत कक्काक मन अपन ऐगला जिनगीक सूत्रपात करैमे ओझराएल रहैन।

बजला-

"दुनू परानीक बीच जेहने सिर तेहने गोर, तइले अनेरे किए बातकेँ बतंगर बनबै छी।"

बजैक क्रममे वरस्पैत काका बाजि तँ गेला, मुदा लगले मन पाछू घुमि छछाड़ी काटए लगलैन जे जेहने दुनियाँक रीति-प्रीत अछि तेहने तँ बेरीतो आ बेप्रीतो अछिए। किए कियो केकरो दस थापर मारि मनकेँ शान्ति दइए? जखन कि सभ बुझै छी जे विचारक मिलानसँ शान्ति अबैए, तहिना ने प्रेमी-प्रेमिकाक बीच प्रेम सेहो शान्ति दइए...।

अपन विचारमे वरस्पैत काका डुमल रहैथ तँए मुहोँ बन्न रहैन आ ओछानिक कातमे ठाढ़ो रहैथ।

पतिकेँ चुपचाप ठाढ़ देख सुगिया काकीक मनमे शंका भेलैन जे भरिसक मने-मन मन्हुआ ने तँ रहल छैथ। पति-पत्नीक बीच जँ पति मन्हुआ कऽ महुरा जाथि सेहो पत्नीक लेल उचित नहियेँ भेल। तखन तँ ई भेल जे पतिक अनुकूल पत्नी नइ छैथ वा पतिकेँ अनुकूल बनबैक कला पत्नीकेँ नइ छैन। अपनाकेँ पाछू दिस घुसकबैत सुगिया काकी बजली-

"एकटा बात बुझलिऐ?"

जिज्ञासा करैत वरस्पैत काका बजला-

"की?"

मुस्की दैत सुगिया काकी बजली-

"स्वतंत्र जिनगीक पहिल राति दुनू परानीक छी?"

'स्वतंत्र जिनगी' सुनिते वरस्पैत कक्काक मनमे गंगा-लहरिक ओ मौज जे जमुना धार होइत बहैए, भेटलैन। मुस्कान भरैत वरस्पैत काका बजला-

"सहए ने कहए चाहै छी!"

कहि वरस्पैत काका पत्नी लगसँ सहटैत अपन ओछाइन दिस बढ़ला। ओछाइन लग अबिते औनाइत मनमे उठलैन जे जँ कियो जिनगीक सुत्रधारमे संगी होएत तँ जरूर जिनगीक दिशा निरंतर संग होएत। मुदा घरक जखन पत्नियोँ सएह छैथ तँ पड़ोसी आकि बहरबैया अखन भेटबे किए करता। ओहू वेचारा पड़ोसीक मनमे हेबे करतैन किने जे काल्हिये वरस्पैत गुरुजियाइसँ सेवा निवृत्त भेला अछि, धएल-उसारल लऽ कऽ एबे कएल हेता, जँ पेशावो करैकाल ओमहर ताकब तँ दुनू परानीकेँ मनमे हेबे करतैन जे रतिचर छी। जँ दुनू परानीक बीचक गप-सप्प रहैत तँ गोनू झाक चोरो पकड़ब होइत। मुदा सेहो नहियेँ अछि।

ओछाइनिक कातमे ठाढ़ भेल वरस्पैत काका कुशेश्वर स्थान जकाँ हेरा गेला। माने ई जे जैठाम एक नइ अनेक धारक मिलान होइए। धारक पेट भलेँ हटलो-हटल किए ने होइ मुदा बाढ़िमे उफान एलापर सभ सभमे मिलिये जाइए। तँए कुशेश्वर स्थानक भवलोक तँ अगम अछिए। ओना, चण्डेश्वर स्थानमे सेहो सुपेन धार अछि, मुदा एक तँ जुति-भाँतिमे ओछ आ दोसर समूह नहि, असगरुआ अछि। तँए अपन ताले-मात्रा केते देखा सकैए। बड़ करत तँ धरतीसँ सटल ट्यूवेलकेँ डुमौत,मुदा पानियोँ पीबकेँ नहियेँ रोकि सकैए। धरतीसँ भरि छाती ऊपर उठा चबुतरा बना लोक पानिक जोगार काइए लेत आ चापाकलक पानि पीबे करत। मुदा कुशेश्वर स्थानमे धारक पानि बेराएब ओते असान अछि जे कोसी-सँ-कमला धरि आ करेहसँ तिलजुगा धरिक धारक पानिक संग मिलि हेलबो करैए आ समुद्री बाट पकैड़ चलबो करैए...।

कछमछ करैत वरस्पैत काकाकेँ किछु फुरबे ने करैन जे की केने की हएत। अखन धरि किताबक ने कीड़ा बनि चटलौं मुदा समाजोक बीच तँ कीड़ा अछिए। ओकरा केना पकैड़ पएब..?

अपन बीतल समय माने दुनू परानीक साठि बर्ख तँ वरस्पैत काकाकेँ आधा-छिधा मनो पड़ैन मुदा आगूक जे मृत्यु धरिक शेष जिनगी अछि, से बुझिए-मे ने अबैन। बुझबो धिया-पुताक धूरा-माटिक खेलो नहियेँ छी। ओना किताबी बोध भेने आगू-पाछू दुनूक नक्शा मन पड़ैन मुदा नक्शाक नक्शा केना बनत, जाबे नक्शा नै बनत ताबे नक्काशी केना आबि पौत? ऐठाम आबि वरस्पैत कक्काक मन घुरिया जाइन। तँए ने पुन: ओछाइनपर पड़ला आ ने आन दोसरसँ गपे-सप्प कऽ सकला।

किरिणक लालिमा अकासमे पसरल। वरस्पैत काका बुझि गेला जे आब पौह फाटि रहल अछि, दिनक आगमन लगिचा गेल...।

वरस्पैत काका पत्नी लग जा बजला-

“आब की कोनो नोकरीक जिनगी रहल जे आठ बजे तक ओछाइने धेने रहब। जाबे हम मुँह-कानमे पानि लइ छी ताबे अहूँ चाह बनाउ।”

ओना, सुगिया काकीकेँ सेहो चाह पीबैक इच्छा जगैत रहैन मुदा कोढ़िया लेल जहिना गंगा दूर अछि तहिना सुगियो काकीकेँ रहैन। तैयो वेचारी पतिक बातकेँ आदेश बुझि चाह बनबए उठली।




चाह बनल। दुनू परानी चाह पीविते रहैथ कि पड़ोसीक एकटा दस-बारह बर्खक कन्याँ रस्ते-रस्ते दौड़लो जाइत आ बजबो करैत-

“सुमित्रा बहिन सीमा कातमे बैसल छथिन।”

ने ओ लड़की वरस्पैत काकाकेँ आकि सुगिया काकीकेँ किछु कहलकैन आ ने इहए दुनू गोरे किछु पुछलखिन।

लड़कीक मनमे भेल जे भऽ सकैए जे जखन गामेमे बीआ-वान भेल अछि तखन माए-बापक कानमे केतौ नहि गेल होनि, सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए।

सुमित्रा वरस्पैत कक्काक बेटी। मुदा बेटीक रूपमे अखन तक वरस्पैत काका सीमा कातमे बैसल सुमित्रापर विचार नइ केने छला। तँए मनमे भेलैन- गामे छी,केतेको लोकक नाओं सुमित्रा हएत।

दोसर, ईहो भेलैन जे बेटी-जातिक लेल ने नैहर-सासुर अबै-जाइक विधि-विधान अछि, तइसँ हटल सेहो अछिए, तँए अखन तक दुनू परानीक मनमे ई नइ उठल छेलैन जे हमरे बेटी सुमित्रा छी।

ओना अखन धरि सुगिया काकी उड़न्ती सुनने छेली, तँए उड़न्तीकेँ घरनी रूपक भाँजमे छली। मनमे एहेन विचारो केना जगितैन जे एकटा प्रशासनिक अफसरक परिवारमे माने वरस्पैत कक्काक ओ बेटी प्रशासनिक अफसरक पत्नी छथिन एना हएत। तँए एहेन विचार मनमे अबै ने दैन। एबो किए करितैन, जे जिला-जवारक भार उठा चलैबला अछि ओ परिवारमे लुल्हो-नाँगर केना भऽ सकैए। तही बीच अलोधनी काकी जे सुगिया काकीसँ उमेरदार छथिन, आबि कऽ सुगिया काकी लग बजली-

“कनियाँ, छोटकी बेटी आबि कहलक जे ‘वरस्पैत कक्काक सुमित्रा बेटी सासुरसँ अधरतियेमे निकैल माए-बाप ऐठाम आबि गेली.!”

तैबीच टोलक दस-बारहटा अबोध-सँ-सबोध धरिक लड़की आँगन पहुँच गेली। आँगनक सीमामे सभकेँ प्रवेश करिते सुगिया काकीक नजैर पड़लैन। तैबीच सुमित्रा रस्तेसँ ठोह पाड़ि कनैत आबि रहल छेली।

ओना गाम-घरमे कननिहारो कम नहियेँ अछि, कियो दुखे आ कियो सुखे मुदा कनैत तँ सभ अछिए। तँए कियो अनका कानबपर किए धियान देत। अहीं कहू जे‘कन्याँदान’ सन समाजक कृति, दान-दहेज बेर माने बेटीक बिआह काल सभ डिरिआइ छी, मुदा छुच्छे डिरियेनौं तँ नहियेँ हएत। पढ़ल-लिखलसँ बिनु पढ़ल-लिखल धरिक लोक, किए ने बुझि पेब रहल छैथ जे परिवार-समाजक संस्कारसँ जुड़ल प्रमुख समस्या अछि, जैपर परिवार-समाजक नीब ठाढ़ अछि?




जहिना बाघक आँखिपर आँखि पड़ने बघजर लगि जाइए तहिना सुगिया काकीकेँ सुमित्रापर पड़िते भेलैन। बघजर लगिते सुगिया काकी अचेत भऽ खसि पड़ली। खसला पछाइतो मनमे बेर-बेर उठैत रहैन जे ई की भेल.! एना किए भेल..?

ओना, ई सुगियो काकी आ वरस्पैतो काकाकेँ बुझल छेलैन जे दस बर्ख पूर्व जमाए दोसर बिआह कऽ नेने छला, जे अन्तर्जातीय छल।

जहिना कानक गुज्जी निकालै-काल गोटे बेर रूइया कानेमे अँटैक जाइए आ कटकी निकैल जाइए, आ तखन वएह रूइया केते भारी कानकेँ लगै छै, से भुक्तभोगिये ने जनै छैथ मुदा रूइया सन हल्लुक वौस रहितो, एते भारी कानमे केना लगैए जे ठेकी जकाँ सुनबे बन्न कए दइए तहिना अँगनाक दृश्य भऽ गेल।, जे बच्चा-सँ-सियान आ चेतन-सँ-बुढ़ धरिसँ भरिया गेल छल। जेते मुँह तेते बोल...।

वरस्पैत काकाकेँ सुमित्रा बेटी लग पहुँचैक साहस नहि भेलैन जे किछु पुछितथिन। ओसारक खाम्ह लगा ओंगैठ कऽ बैस अपन जिनगीकेँ निहारए लगला। भूल केतए भेल आ चूक केतए भेल? जा भूल-चूक नइ भेल ता एहेन दृश्य उपस्थित किए भऽ रहल अछि।

ओना वरस्पैत कक्काक मन समस्याक हिसाबे भरियाएल नहियेँ रहैन, तेकर कारण ई जे मनो तँ मन छी, अधमनीसँ डेढ़ मनी धरि होइत अछि...। ओहन मन ने बेसी भरिया जाइए जे समस्याक भारीपनकेँ बेसी देखैत हुअए, मुदा जे ओइ भारीपन के देखबे ने करत, ओ ओकर भारीपन बुझिए केना पाबि सकैए। वरस्पैत कक्काक जिनगीमे ओहन परिस्थितिये ने बनल जे ओइ गहराइक तह तक पहुँच पेबतैथ।

खाम्हमे ओंगठल वरस्पैत कक्काक नजैर सुमित्रापर गेलैन। पैंतीस बर्ख पूर्व सुमित्राक जन्म दोसर सन्तानक रूपमे भेल। ओना गाम-गामक अपन-अपन समाज चलिये आबि रहल अछि। कोनो गामक समाजमे कोनो जातिक वाहुल्य अछि तँ कोनोमे कोनो जातिक, जइ समाजक माने जइ जातिक वरस्पैत काका छैथ, ओ अल्पसंख्यक जातिक समाज अछि। एक-दू घर दसटा गाममे गनि-गूथि कऽ अछि। समाजक सम्बन्धक एकटा कारण ईहो ऐछे जे जेतेक दूरमे बेटा-बेटीक बिआह-दान होइए ओतेकक बीच समाजिक सम्बन्धक एक रूप-रंग सेहो बनियेँ जाइए। तँए सनातनी धारामे अबैत समाज टुट-नफा होइतो बहिये रहल अछि।

जइ समाजक वरस्पैत काका छैथ, ओइ समाजमे दस बर्खक कन्याँ होइते बिआहक योग्य मानल जा रहल अछि। समुचित पद्धतिक अनुकूल लड़का-लड़कीक उमेरक हिसाबमे सेहो एकरूपता हएब जरूरी अछिए। जँ से नइ हएत तँ विधवाक बाढ़ि जोर पकड़बे करत। ओना विधवाक बाढ़ि जोर पकड़नहि अछि तेकर कारण आन-आन, अछि।




तेरह बर्खक सुमित्राक बिआह सत्तरह बर्खक दीनबन्धुक संग भेल छेलैन। ओना कौलेजमे पढ़ैत दीनबन्धुक मनमे तत्खनात् बिआह करैक विचार नइ रहैन, मुदा देखो-देखी आ समाजक चलैनक अनुकूल सेहो दीनबन्धु विरोध नइ कऽ सकल।

बिआहक तीन सालक पछाइत दुरागमन भेलैन, तइ बिच्चेमे दीनबन्धु नोकरी लेल प्रतियोगिताक परीक्षाक तैयारी सेहो पूरा कऽ लेलैन। परीक्षामे नीक रिजल्ट भेलैन, प्रशासनिक अफसरक बाट प्रशस्त भेलैन।

दुरागमनक पछाइत सुमित्रा सासुर एली। एक तँ किसान परिवार, दोसर पाछूसँ अबैत परम्पराक बीच सुमित्रा अपन जिनगी बितबए लगली।

ओना दीनबन्धुक प्रेमक अँकुर विलासनीक संग ट्रेनिंगे समैमे अँकुर गेल रहैन। मुदा ओ प्रेम, संगी-साथीक रूपक छेलैन। ट्रेनिंग केला पछाइत एक्के जिलामे दीनबन्धुओ आ विलासनियोँ पदस्थापित भेलैथ। पदस्थापित भेला पछाइत दुनूक बीच संगीक रूप छल। दुनूक जातियो दू अछि। अखन धरिक अबैत विचारमे जातिक दूरी मनमे बनले छेलैन।

ओना जइ जातिक दीनबन्धु छैथ, ओइ जातिमे एकसँ बेसियो बिआह करैक चलैन जकाँ बनियेँ गेल अछि। माने ई जे जेते गाममे दीनबन्धुक जाति छैन, प्राय: सभ गाममे एकाध गोरे एहेन छैथे जे दू-तीन-चारि-पाँच बिआह केनहि छैथ। ओना परम्परानुकूल एक-पुरुखकेँ एक नारीक संग बिआहक चलैन अदौसँ आबि रहल अछि, मुदा पुरुखक लेल एकसँ बेसी बिआह करब एक्की-दुक्की अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए।

तइसँ भिन्न विलासनी जातिक अछि। विरले एहेन अछि जे एकसँ बेसी बिआह केने छैथ। ओना, परिवार चलैक लेल केतौ-केतौ एकसँ बेसी बिआहक खगतो अछिए। जेना पहिल पत्नी माने बिआही कनियाँ जँ कोनो कारणे निसन्ताने मरि गेली, वा बाँझपन छैन वा कोनो एहेन रोगसँ ग्रसित छैथ, जइसँ जिनगीक भरोस उठि रहल अछि। एहने-एहने कारणे विलासनीक जातिमे विरले एकसँ बेसी बिआह होइत अछि।

नव परिवेशमे जातिक सम्बन्धमे किछु ढील-ढीली, छुटपन आबिये गेल अछि। गामो-समाज तँ गाम-समाज छी, प्रेमक सेहो अपन आँखि होइते अछि। ओना आँखियो तँ आँखि छी, जे केतौ छिछड़पन अछि तँ केतौ गढ़पन सेहो अछि। छिछड़पन भेल उमेरक उमंगमे बहब आ गढ़गर भेल गुण-विशेषक आकर्षण।

जहिना दीनबन्धु बी.ए. ऑनर्स अर्थशास्त्र विषयसँ केने छैथ तहिना विलासनी सेहो अर्थशास्त्रेसँ बी.ए. ऑनर्स छैथ। विषयो विषयक तँ अपन छाप पड़िते अछि। एक रंग हाइयो स्कूल वा कौलेजोमे रहितो विषयवार-प्रभाव नइ पड़ैए सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। ओना भाषाक रूपमे साहित्य सेहो दुनू गोरे कौलेज तक पढ़ने, मुदा भारतीय साहित्यक अपेक्षा अंगरेजी साहित्य बेसी। ओना अंगरेजी साहित्य पढ़ैक पाछू दुनूक मनसा यएह रहैन जे प्रशासनिक परीक्षा पास करब। ओना अर्थशास्त्रक प्रभाव दुनूक मनकेँ बेसी पकड़ने रहैन। जइ दुआरे प्रतियोगिता परीक्षामे पूर्णरूपेण अर्थशास्त्रो रखनहि रहैथ।




गनले-गूथल प्रशासनिक अफसर जिलामे अछिए। तहूमे जे लगक रहता हुनकेसँ ने भेँटो-घाँट आ गपो-सप्प हएत। ओना, सरकारी सेवामे काजोक सम्बन्ध बनियेँ जाइए। सएह सभ कारण दीनबन्धुओ आ विलासनियोँक बीच भेबे कएल।

आजुक परिवेशमे देशक बहुतो जगह एहेन ऐछे जइमे प्रशासनिक सेवाक रूपे बदलल जा रहल अछि आ वेपारीक रूप बढ़ल जा रहल अछि। साधारणो अफसरक लेल करोड़क खेल चलिये रहल अछि।

नव पीढ़ीक उदीयमान शक्ति जे अनेको विषयक अध्ययन कऽ रहल अछि, ओकर इतिहास देख रहल अछि। तैठाम मनुखेक इतिहास छुटि जाए, सेहो तँ संभव नहियेँ अछि। विकास प्रक्रियामे आजुक परिवेशक इतिहास की कहि रहल अछि, ओ प्रशासनिके अफसर नइ बुझैथ तँ दोसर बुझिये के सकैए?

दीबन्धुओ आ विलासनियाँ एक-उमेरिया घोड़ा जकाँ सरपट चालिमे दौड़ए लगलैथ। ओना दीनबन्धुक बिआह आ दुरागमन दुनू भऽ गेल छेलैन, मुदा किसान परिवार आ नोकरिहारा परिवारक बीचक जे खाधि सभ अछि, ओइ खाधिमे एकटा ईहो तँ ऐछे जे जँ पच्चीस बर्खक बेटा-पुतोहु अपन घर बसौता आकि माता-पिताक घरवास करता? प्रश्न तँ अछिए। खाएर जे अछि, मुदा दीनबन्धु अखन तक परिवारक संग माने पत्नीक संग नइ रहला।

ओना विलासनियोँक उम्र चढ़ि कऽ डम्हा गेल छेलैन मुदा छेली अविवाहित। प्रश्न एहेन उठि गेल जे कन्याँ-जोकर बरे ने भेटैए। सरकारियो शासन कमजोरे अछि जे गनि-गनि ओकरा जोड़ा लगबै ने अबै छइ।

अपन रंगीन भविस देख दुनू बिआह कऽ लेलैन। ओना जातीय संस्कार दीनबन्धुक सोल्हैनी नइ मेटाएल छेलैन मुदा घोड़ा हौउ कि घोड़ी, लगाम तँ लगौले जाइए। तइ सीमामे दीनबन्धु छिछैल जाइ छला। जइसँ लगाम विलासनियेँक हाथमे रहलैन। तहूसँ जबरदस दीनबन्धुक मनकेँ ई दबने रहैन जे जइ वादाक संग विलासनीक संगी बनल छी तइ वादाक अनुकूल तँ सुमित्राकेँ बिनु पतिक सासुरे बसए पड़तैन..! खाएर.., भेबो सएह कएल।

मुदा समाजो तँ समाज छी। दीनबन्धुक पिता सोनाइ केँ समाज सलाह देलकैन जे अखन अपनो दुनू परानी हट्टा-कट्टा छीहे मुदा नारीक तँ ई उम्र नारीत्व प्राप्त करक छिऐन। तँए अपने पुतोहुकेँ बेटाक डेरा पहुँचा दियौन।

एक तँ जुआनीक लहैर, तैपर कुरसीक धाह दीनबन्धुकेँ रहबे करैन, पत्नीक संग पिताकेँ सेहो देखलैन।

ओना अखन तक दीनबन्धु विलासनी लग ई चोरौने रहला जे सुमित्राक संग विवाहित छी। तँए चोटाएल गहुमन साँप जकाँ आँत ममोड़ि चुप भऽ गेला।

एक नारीक जिनगीकेँ देख विलासनी ससुरकेँ कहलैन-




“जखन अपन लोक छैथ तखन किए ने रहती?”

ओना विलासनीक विचार सोझगर छेलैन, मुदा मनमे रहैन अपनाकेँ चुल्हि-चौकाक कारिखसँ बँचाएब।

सोनाइक नजैर दीनबन्धुपर पड़िते विलासनीपर चलि जाइन। नजैर जाइते मनमे खौंझ उठि जानि, अपन परिवारक ई गति। एक तँ समरथाइयोमे कियो केकरो भार नइ लिअ चाहैए, तैठाम तँ हम पचास टपि गेल छी।

जिनगीक टुटैत धारमे सोनाइक टुटैत विचार भँसिया रहल छेलैन। अन्हार, दुनियाँक चारूकात अन्हार, की यएह छी मनुखक जिनगी..?

जिनगीक पछाड़मे पछड़ैत सोनाइ विलासनीकेँ कहलखिन-

“परिवारक रत्न पैदा करैवाली सुमित्रा छैथ, नोकरनियोँ बनि जँ रहती तैयो अपन परिवारक सुख हेबे करतैन।”

धीरे-धीरे लोकक भीड़ कमए लगल। जेना-जेना लोकक भीड़ कमल तेना-तेना सुगिया काकीक मन सेहो हल्लुक हुअ लगलैन। अन्तो-अन्त टोलबैयासँ आँगन खाली भेल। खाली होइते सुमित्रा वरस्पैत काका लग पहुँच, पएर पकैड़ कानैत बजली-

“पिताजी, हमर नारीत्व नइ भेटत?”

वरस्पैत कक्काक दुनू आँखिसँ अन्हार रातिक वरिसैत वादल जकाँ नोरक टघार चलिते रहलैन। मुदा उपाइए की? अपन दोख मेटबैत वरस्पैत काका बजला-

“हमर कोन दोख।”

बाजैक क्रममे वरस्पैत काका बाजि गेला। मुदा लगले मन रोकैत कहलकैन-

“तखन दोख केकर?”

जिनगी भरि वरस्पैत काका नीतिशास्त्रक विद्यार्थी, शिक्षक रहला मुदा समाज जे घृणित अनीतिमे बहि रहल अछि, ओकराकेँ सम्हारत। मुदा मनुख एक रहितो विचारो आ बेवहारोमे हटल-हटल अछिए। वरस्पैत काका विद्यालयमे शिक्षण वृत्तिसँ जुड़ल रहला तँए समाजक रीति-नीतिसँ हटल नइ रहला सेहो नहियेँ कहल जा सकैए।

ejournal 'विदेह' २२० म अंक १५ फरबरी २०१७ (वर्ष १० मास ११० अंक २२०)मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

जहिना हवामे कखनो-कखनो झोंक अबैए तहिना वरस्पैत कक्काक मनमे रहि-रहि कऽ झोंक उठैत रहैन, मुदा अपना लग अबैत-अबैत झोंकक झोंकी झूकि जाइन। फेर झोंकाएल मनक नजैर पड़लैन- समाजक दर्पण अपन साहित्यपर। यएह दर्पण साहित्य छी? अही साहित्यसँ सबहक हित हएत?

मुदा अपना लग अबैत-अबैत वरस्पैत कक्काक अपने मन दुतकारि दैन जे समाजक सन्तान रहनौं समाजसँ दूर रहलौं, जँ समाजक संग रहितौं तँ केतौ-ने-केतौ हमरो जगह तँ रहबे करैत। समाजक बुधिजीवी श्रेणीक रहितो हम केतए छी?

नीक जकाँ वरस्पैत कक्काक मन थीरो ने भेल छेलैन कि दोसर उमकी चढ़लैन। उमकी चढ़िते मुँह फुटलैन-

“समाजेक सन्तान ने हमहूँ छी आ हमरो ने समाज छी, तैठाम हमरा सन लोकक विचारक अँटावेशो तँ समाजे ने करत?”

वरस्पैत कक्काक आगूमे ठाढ़ पैंतीस बर्खक नि:संन्तान बेटी अपन जिनगी देख रहल अछि। मने-मन वरस्पैत काकाकेँ कूहि होइ छेलैन, मुदा के कूहि रहल अछि आ के कुहा रहल अछि से वरस्पैत कक्काक मनमे एबे ने करैन।

अनमनस्यक भेल वरस्पैत काकाकेँ देख सुमित्रा टोकलकैन-

“बाबूजी, पिता तँ अहीं छी किने! अपन बेथा केकरा कहब?”

ओना वरस्पैत काका बजैमे पीछराह सभ दिन रहला, तँए बजैक क्रममे कहियो नहि चुकला। तहूमे बेथाएल-सोगाएल पैंतीस बर्खक ओहन बेटी जे नारीत्वसँ हारि रहल छैन, संग-संग जिनगीक पछाड़ सेहो छैन्हे। बेटी छी से विधाताक डायरीमे सेहो अंकित अछि, मनुखक जीवनक सार्थकता सेवासँ होइ छै, माए-बापक सेवासँ पैघ धर्म ओहन नारीक लेल नहि अछि जे पतिव्रतसँ वंचित हुअए।

वरस्पैत कक्काक भाव-विचार देख-सुनि सुमित्राक मन जेना पुलकित भेल। पुलकित होइते पुलैक कऽ बजली-

“पिताजी..?”

‘पिताजी’ सुनि वरस्पैत कक्काक मन चौंकलैन। बजला-

“बेटी, चरेवेति-चरेवेति वेदवाक्य अछि। जे जिनगी चलायमान रहल वएह जिनगी जिनगी छी। जाबे जीब ताबे तोरा बिसरबह नहि।”




सुमित्रा जइ मने बाजल होथि, मुदा वरस्पैत कक्काक मनमे भेलैन जे बड़का धसनाक तरमे पड़ि गेलौं। मुदा लगले मनमे उठि गेलैन जे कोनो सन्ताप मनुखकेँ जीते जिनगी होइ छै, तँए कोनो सन्तापसँ तखने बँचि सकै छी जखन ओइ सन्तापितकेँ ता-जिनगी पकड़ने रही जा जिनगी रहए। समयक हवा कखनो आगूओ दिस झोंकैत आ कखनो पाछूओ दिस, जइसँ ओकर गति-विधिमे उतार-चढ़ाव अबिते अछि। मुदा मनुख तँ मनुख छी। हवा-बिहाड़िकेँ अनुकूलो बना सकैए आ ओकरा मोड़ियो सकैए। मुदा प्रश्न तँ सामूहिक छी। सामूहिक समस्याक समाधान तँ समूहे ने कए सकैए। जँ ओकरा बेकतीगत रूपमे कएलो जाएत तँ ओ समूहक बीच हेराएले रहत। जँ से नहि रहैत तँ की हमरा सिर जे बरिसल अछि ओ दोसराक सिर नहि बरिसत, सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए...।

विह्वल होइत वरस्पैत काका सुमित्राकेँ पुछलखिन-

“बुच्ची, सत-सत कहह जे जिनगीक सुखसँ वंचित छह आकि जिनगीक सुख भेट रहल छह?”

पिताक प्रश्नसँ सुमित्रा तिलमिला गेली। तिलमिला ई गेली जे जिनगीक सुख की? जहिना गाछो-बिरीछ आ लत्तियो-फत्तीमे एके गाछमे हजारो मुड़ी रहैए, सभ मुड़ीकेँ अपन-अपन खगता छै, जइसँ ओ लहटगर बनि बढ़बो करैए आ फुलेबो-फड़बो करैए। तहिना ने मनुखोक जिनगी अछि। ओना कहैले मनुखकेँ एकेटा मुड़ी होइ छै मुदा से नहि। जिनगीक बढ़ैत क्रममे हजारो-लाखो मुड़ीक सृजन होइ छै आ ओकर भरण-पोषनक पाछू लोक हाल-बेहाल रहैए...।

पिताकेँ की उत्तर सुमित्रा देती, से स्पष्टे ने भऽ रहल छैन।

तैबीच सुगिया काकी सेहो आँखिक नोर आँचरसँ पोछैत वरस्पैत काका लग पहुँचली।

माएपर नजैर पड़िते सुमित्राक नजैर निच्चाँ उतैर अपन मातृत्वपर गेलैन। मुदा समाजो तँ समाज छी। मर्यादा अमर्यादाक विचार करैबला।

लड़खड़ाइत-लटपटाइत सुमित्राक मुहसँ निकलल-

“बाबूजी, नैहर-सासुरमे किछु अन्तर तँ अछिए?”

सुमित्राक बात सुनिते वरस्पैत काका सहमला। सहैमते मनमे उठलैन, बेकती-बेकती मिललासँ समाज बनबो करैए आ हटलासँ टुटबो करैए, जेहेन समाज निरमित हएत तेहने ने ओकर आचार-विचार आ बेवहारो बनत। मुदा से बनाएब ओतेक असान कहाँ अछि? जैठाम प्रतिदिन विकृति मनुखक निर्माण होइए तैठाम सुशिष्ट समाज केना बनि पौत? ओना बोली-चालीक क्रममे वास्तविक जिनगी किए ने सटल हुअए मुदा बेवहारिक रूपमे हजारो कोस हटल नइ अछि सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। मन-वचन-कर्मक एक सूत्रवाक्य किए ने हुअए मुदा तीनूक दूरी अकासो-पतालसँ बेसी हटल अछिए।

अकास-पतालक बीच वौआइत वरस्पैत कक्काक मन अँटैक गेलैन। अँटैकते मन कलशलैन। कलैशते बेटी सुमित्रापर नजैर पड़लैन। नजैर पड़िते बुझि पड़लैन जे यमुना धार जकाँ जमुनियाँ नोर बेटीक नयनसँ निकैल पितासँ किछु याचना करए आएल अछि। मन पघिल गेलैन। पघिलते फुटलैन-

"जहिना हम मनुख छी, तहिना ने सुमित्रो अछि। सबहक अपन-अपन जिनगी आ अपन-अपन जिनगीक लीलाक संग विचारो-विवेक अछि, तैठाम बलउमकी बलबा सेहो नीक नहियेँ अछि, मुदा प्रश्नो तँ जिनगियेक छी। जँ मनुखकेँ जिनगीए नहि तखन ओ पशुवत छोड़ि ऐछे की?"

वरस्पैत कक्काक मन जे अखन तकक जिनगीमे घोड़-दौड़ रूपे चलै छेलैन ओ एकाएक ठमैक गेलैन। ठमैकते बुझि पड़लैन जे मुरदा जकाँ अस्सी मन पानि शरीरमे आ नबे मन जारैन शरीरपर लदि गेल अछि। मुदा उपाइये की अछि?

ठमकल मनसँ ठीठैक कऽ विचार निकललैन- "मनुख-मनुखक सहयोगी तँ भाइये सकैए। मुदा जेतबे धरि अपन सीमा अछि तेतबे धरि ने नाचत। हमहीं सुमित्राक पिता छिऐ, जँ हमरे हाथ-पएर टुटि जाएत तँ सुमित्रे की हमर देहक दुख छीन सकैए? ओ तँ अपने ने भोगए पड़त? अखन आँखि तकै छी तँए सन्ताप बुझि पड़ैए, आ जँ आँखि बन्न रहैत तखन देखबे की करितिऐ?"

मुदा लगले वरस्पैत कक्काक मनमे ईहो उठलैन जे जँ बेटीक दर्द बाप नइ बुझै आ बापक दर्द बेटी नइ बुझै तखन दुनूमे सामंजसे केना भऽ सकैए? रहल अपन कर्तव्य से तँ काजेसँ देखल जाएत। ओकर क्षेत्र तँ खाली विचारे धरि नइ अछि। ओ तँ बेवहारमे सेहो अछिए।

..भटकैत विचारक बोनमे वरस्पैत काका अँटकैत बजला-

"बेटी, जहिना अखन धरिक जिनगी घर-सँ-बाहर बीतल मुदा तैयो परिवारक सेवा करैत रहलौं, तहिना आगूओ ताधैर करैत रहब जाधैर तोरा सन जिनगी समाजमे बेटीकेँ भेटैत रहत।"

बजैक क्रममे वरस्पैत काका एकसूरे बाजि गेला मुदा बजला पछाइत जखन पाछू उनैट तकलखिन तँ बुझि पड़लैन जे जहिना अपने बिनु सींग-नाँगैरक छी तहिना तँ समाजो अछि। केकरा कहबै के सुनत? लोको तँ लोके छी। बेटाक बिआहमे राजा बनि जाइए आ बेटीक बिआहमे भीखमंगा जहिना बनि जाइए तहिना ने केतौ जातिक समाज तँ केतौ गामक समाज सेहो बनिते अछि।

बेथासँ बेथित पतिक मुँह देख सुगिया काकी सामंजसमे बजली-

"जइ सोगे सोगाएल छी आकि जइ बेथे बेथाएल छी ओ ने कोनो सोग छी आ ने बेथा। जाबे आँखि तकै छी ताबे आँखिक सोझमे सुमित्रो रहत। जिनगीक कोनो ठेकान अछि जे पहिने के आँखि मूनब।"




पत्नीक विचार सुनि वरस्पैत कक्काक मन कनी खनियेलैन। खनियाइते मनमे सुमित्रा सन बेटीक पौराणिक कथा सभ नाचए लगलैन- पतिक सेवा, नारी-धर्मक वृतान्त छी तैठाम जँ सुमित्राक जान बकैस देलैन, ई तँ ओइसँ बहुत नीक भेल!

बेटीक बात सुनि वरस्पैत कक्काक मनमे जेना कनी हूबा जगलैन, जेतेक हूबा जगलैन तेतेक मनसूबा सेहो जगलैन। पत्नीकेँ कहलैन-

“बेटी, कखन घर छोड़ि निकलल हएत कखन नहि, तँए पहिने चाह पिआउ। पछाइत खाइ-पीबैक ओरियान करब।”

सुगिया काकी बजली-

“सुमित्रा घरक बेटी छी आकि पाहुन जे अपने ओरियान करब? ओकर घर छिऐ, लिअ अपन घर। खाइ-पीबैले देत तँ देत, नइ देत तँ नइ देत!”

माइक विचार सुनि सुमित्रा बिहुँसए लगली। मुदा बजली किछु ने।

शब्द संख्या : 4173, तिथि : 20 जनवरी 2017

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

बाल्यकाल

घरक आगूमे कनीटा जगह छेलइ। ओइ जगहमे हमर फुलवाड़ी छल। केतौसँ तीरा फूलक बीआ आनि कऽ रोपि दिऐ आ लगले माने प्राते भेनेसँ बाबाकेँ पुछए लगिऐन-

“बाबा! फूल तँ नहि फुलेलै?”

हमर बात सुनिते बाबा हँसि दैथ।




रोज भोरे उठिते यएह काज...।

कएक बेर तीराक बीआसँ कनियोँटा पम्ह निकलै आकि फेर दौड़ी बाबा लग। बाबा फेर हँसए लगैथ। कएक दिन जखन अहिना बाबाकेँ तंग करिऐन तखन कहैथ-

“समय लगै छै, एक्के-दिने थोड़े फूल फुलाइ छइ।”

फेर बाट ताकी। पानिसँ पटाबी। क्रमश: बीआ गाछ बनबाक दिशामे अग्रसर होइत छल। आठ-दस दिनक बाद, जखन तीराक गाछ बढ़ि जइतैक तँ फेर बाबा लग चल जाइ आ हुनका पकैड़ कऽ आनि तीराक गाछ लग लऽ जा देखा दिऐन।

गाछक स्थिति देख बाबा मुड़ी डोलबैत बजैथ-

“हँ! आब फूल आबि जाएत। अहिना पानिसँ पटबैत रहियौ।”

किछु दिनमे रंग-बिरंगक तीराक फूलक कोढ़ी अबै आ रोज भोरे फेर जिज्ञासा भरल आँखिसँ फूलक कोढ़ीकेँ देखैत रही। फूलकेँ कोढ़ीसँ स्फुटित होइत देखैत रही। केतेक आनन्द होइत रहए, केतेक आनन्दित भऽ जाइत रही, तेकर वर्णन हठात् करब संभव नहि।

हमर पितामह अपना समयमे पहलवान छला। लोक बजैथ जे ओ असगरे चार चढ़ा लइ छला। खेती-वाड़ी जमि कऽ करैत छला। छह फूट लम्बा, मजगूत कद-काठी आ घोर परिश्रमी व्यक्तित्वक लोक हमर पितामह छला। ओ भोरे उठैथ आ जन-मजदूर सभकेँ अढ़बए सिनुआरा टोल जाथि, जन लऽ कऽ खेतपर जाथि। जन सबहक पनपियाइ पहुँचाबैथ इत्यादि काज एकसूरे कऽ लथि।

६५ सालक उमेर तक हुनका घोर परिश्रम करैत हम देखिऐन। पोखरिक पुबरिया भीत्तापर ओलार छल। मीआजान चरबाहकेँ घरेपर सँ अवाज दैथ-

“महींस पनहा गेल अछि...।”

बाबाक एकटा महींस हुनके हाथे लगैत छल। जखन कखनो ओ केतौ चलि जाथि तँ आफत भऽ जाइत रहए। महींस चुकैर-चुकैर कऽ जान दइपर उतारू भऽ जाइत छल मुदा लगैत नहि छल।

कर्मठताक संग-संग ओ आस्तिक एवम् संस्कार सम्पन्न लोक छला। बाबाकेँ एकटा डमरू रहैन जे ओ बजबैत रहैत छला। कहैथ जे ओ डमरू हुनका महादेव देने छैन। हमरा लोकनिक जन्मसँ पूर्वेसँ ओ डमरू हुनका लगमे छल। बादमे ओइ डमरूकेँ महादेवक मन्दिरपर लेने गेला आ सायंकाल नचारी गबैतकाल एवम् महादेवक आरतीक समय ओ डमरू कखनो बाबा स्वयं वा कखनो-कखनो आर बुढ़ सभ बजबैत छला।

बच्चा सभकेँ बाबासँ बहुत सिनेह होइते अछि। हमरो हुनकासँ बड़ सिनेह छल। सदिखन बाबासँ सटल रही। कर्मठताक संगे ओ बड़ तमसाह छला। तथापि हमरापर ओ कहियो, एक्को बेर नइ तमसेला। मुदा हमर

अनुज कएक बेर बाबासँ मारि खा जाइत छला। ओना, तमसपर बाबा मारि तँ दैन मुदा पछाइत अपने कानए लागैथ।

गाममे सुसम्पन्न परिवारक नायक छला- हमर बाबा। हुनकर बिआह समस्तीपुरक आसपासमे सोतीसलमपुरक शीलानाथ झाक पाँजिमे, ओइ समयक पाँच साए चानीक सिक्का दऽ कऽ भेल रहैन। बादमे ओ सभ जनाढ़मे बसि गेल रहैथ। बाबाक सार सभ गाहे-वगाहे अबैत रहै छला आ बहुत सम्मान पूर्वक बहुत-बहुत दिन धरि हमरा ओइठाम ओ लोकनि रहितो छला। बाबाक हेतु छोट-मोट उपहार जेना- 'चक्कू', 'सरौता' इत्यादि नेने अबथिन।

देवोत्थान एकादशी दिन भगवानकेँ जगौल जाइत छल। पीढ़ीपर रंग-बिरंगक अरिपन बना चारूकात दीप जरौल जाइत छल, आ चारि गोटे चारूकातसँ मन्त्रोच्चारक संग भगवानक ऊपर ...... जाथि आ फेर धीरे-धीरे निच्चाँ आबि जाथि। पूजा पाठ होइत, प्रसाद वितरण होइत। बाबा ऐ पूजाकेँ बहुत श्रद्धा पूर्वक करैत छला।

अनन्त चतुर्दशीक दिन भगवानक पूजा हमरा ओइठाम सभ साल होइ छल। सभ अपन-अपन घरसँ अनन्त आनैथ, प्रसाद आनैथ आ ओकर पूजा विधि पूर्वक बाबा करैत रहथिन।

"किं मथसि, क्षिर निधि

प्राप्तो त्वंया, प्राप्तो मया।"

उपरोक्त श्लोक कहि कऽ अनन्त सबहक पूजा होइत छल। वृह्मस्थानमे लखराम महादेवक पूजा होइत आ घरे-घरे लोक माटिक महादेव बना कऽ लऽ जाइत छल। दिन भरि पूजा होइत रहै छल। गाममे समय-समयपर नवाह, अष्टजाम सेहो होइत रहै छल। ऐ सभसँ बालक सभमे नीक संस्कार पड़ैत छल।

हमर पितामह इलाकाक प्रतिष्ठित जमीन्दार छला। डॉ. सुभद्र झाजी कहैथ जे ओ जखन घोड़ापर चढ़ि कऽ कर्ज-वसूलीक हेतु नागदह जाथि तँ लोक डरे नुका रहैत छल। परिवारक आर्थिक सामर्थ्य बढ़बैमे हुनक जबरदस्त योगदान छल।

हमर गामक बिच्चेमे एक पोखैर अछि। पोखरिक पछवरिया भीरसँ कनिक्के हटि कऽ हमरा लोकनिक घर अछि। पोखरिक पुवरिया भीरपर ओलार छल जैठाम माल-जाल बान्हल जाइत छल। घरेसँ केतेको बेर बाबा चिकैर कऽ ओलारपर चरबाहकेँ निर्देश दैथ। घरक शुद्ध दूध, दही प्रचूर मात्रामे उपलब्ध करबामे ओलार आ ओइठाम दिन-राति खटैबला चरबाह मियाँजान क बहुत योगदान छल।

धिया-पुता सभकेँ हमरा घरमे बहुत हिफाजत होइत छल। बाबू असगरे छला। तँए परिवारमे नब बच्चा स्वागत योग्य होइत छल। ऐ तरहेँ हम सभ ९ भाए-बहिनक पैघ परिवारक अंग भेलौं।

हमर गाममे पीच सड़क छेलै, चौबटिया छेलै, जेकरा ओइ समयमे 'कमाल चौक' कहल जाइत छल। कारण पुवारि टोलक कमाल नामक एक बेकती ओइठाम पानक दोकान खोलने रहैथ। तैसंग चाह आ मधुरक दोकान स्व. सुखदेव साहुक छल। ऐ दोकान सबहक अतिरिक्त ठेलापर दूटा आर दोकान क्रमश: खूजल।

कनिक्के हटि कऽ किछु आर दोकान छल। चाह, मधुर ओतौ उपलब्ध छल। केतेको गोटे ओइठाम बैस कऽ गप्प मारि समय कटैत छला। छोट-मोट क्लब जकाँ ओ काज करैत छल। ओइठामक गप-सप्प विषय बदलैत रहै छल। एकबेर जबरदस्त विवादक विषय छल जे हमर गामक नाम 'अड़ेरु डीह' छिऐ आकि 'अड़ेर डीह?'

..हमहूँ ओतए ई चर्च सुनैत रही। बच्चामे हमरा होइत छल जे ई सभ अपन समय व्यर्थ बरबाद कऽ रहला अछि, मुदा आब ओकर उपयोगिता बुझा रहल अछि। सही मानेमे ओ बुढ़ सभकेँ जीबाक बड़का सहारा छल।

कनियेँ दूर हटि कऽ बुध आ रबि दिन हाट लगैत छल। तरह-तरह केर तीमन-तरकारी ओतए उपलब्ध रहै छल। चारूकात किछु स्थायी दोकान सभ छल। हम सभ हाट करि अपन घरक हेतु झोड़ा भरि-भरि तरकारी अनैत छेलौं।

गाम दऽ कऽ दूटा बस चलैत छल। एकटा एकटा उजरी बस जे लाहरघाटसँ मधुबनी आ दोसर हरलाखीसँ मधुबनी जाइत छल। दुनू बस बेनीपट्टी, धकजरी,अड़ेर, रहिका होइत मधुबनी जाइत छल। ई दुनू बस जँ छुटि गेल तँ सिवाय रिक्शाक आर कोनो सवारी नहि छल। रिक्शा द्वारा गाम-घरक गरीब सबहक गुजर होइत छल। रिक्शो चलब धिया-पुताक मनोरंजन छल। कएटा बच्चा सभ रिक्शापर पाछासँ लटैक जाइत छल आ दूर तक रिक्शाक पछोर करैत छल बे-लजूलक तंग केनाइ छल आ रिक्शाबला सभ कए बेर तंग भऽ कऽ झगड़ापर उतारू भऽ जाइत छल।

हमर गाम बस पकड़ए हेतु दूर-दूरसँ लोक अबैत छल। जमुआरी, एकतारा, नगवास आदि गामसँ लोक अड़ेर आबि कऽ बस पकड़ै छला। क्रमश: बसक संख्या बढ़ल। सरकारी बस सभ चलए लगल। सीतामढ़ीबला रोडक बस चलि गेलाक बाद तँ बसक संख्यामे बहुत वृद्धि भेल आ आब तँ अड़ेर छोट-छीन शहरक सुविधा सम्पन्न भऽ चूकल अछि। सड़कक काते-काते सभ रंगक सैकड़ो दोकान खुजि गेल अछि। बैंक, ए.टी.एम., थाना, हाइ स्कूल इत्यादि सभ भऽ गेल। आसपासक आन गाम-सभमे पक्का रोड बनि गेल अछि आ अड़ेर चौकक महत्व बढ़िते जा रहल अछि।

गामक पूबसँ कमला नहरसँ जोड़ल धार बहैत छल। ओइमे तखने पानि अबै जखन जयनगरक आसपास बनल फाटकसँ पानि छोड़ल जाइत। भदवारिमे जखन चारूकात बाढ़ि आबि जाइ तँ ओहूमे पानिक दर्शन होइत। ओइ समयमे हम सभ धारमे खेलाइत छेलौं। चौकसँ आगाँ बनल पूल, जैपर लोहाक घेराबा देल छल,ओइपर सँ बच्चा सबहक देखा-देखी कुदि जाइत रही। सचमुच ई भयाबह छल मुदा सभ बच्चा देखसीमे एना करैत छल। कएक गोटाकेँ ओइमे चोटो लगैत रहइ।

पुलक निच्चाँ पानिक झड़ना छल। ओइमे तेजीसँ पानि ऊपर-सँ-निच्चाँ खसैत छल। ओइमे फाटक लगबैक सेहो बेवस्था छल जइसँ जरूरत भेलापर पानिक बहाव नियंत्रित कएल जा सकए। ओइ झड़नामे अपन गामक बच्चा सबहक संगे हमहूँ कुदि जाइत रही। ओतए पानिक बहाव बहुत तेज रहैत छल आ कएबेर बच्चा सभ गोंता खेला बाद ५-६ मीटर दूर धरि बहि जाइत छल।




एकबेर हमरे गामक खुरलुच्च पैघ बच्चा हमरा झड़नाक ऊपरसँ धकेल देलक, जइसँ हमर वामा आँखिसँ ऊपर माने भाँउ लगक कपार फुटि गेल। तेकर बाद जे उपरागा-उपरागी भेल से की लिखू।

गाम-घरमे चेचकसँ बँचबाक हेतु पाच कएल जाइत छल। ओइ समयमे एकरा धार्मिक क्रिया बुझल जाइत छल। शीतला माइक आराधनाक स्वरुपमे झालि बजा-बजा कऽ पचनियाँ गीत मसहूर छल। बहुत नेम-टेमसँ घरक लोक रहैत छल। कार्यक्रमक अन्तिम दिन तेल चढ़ैत छेलइ। पचनियाँकेँ चढ़ौना देल जाइत छल। अखनो धरि ई दृश्य हमरा मोन पड़ैत रहैत अछि। वामा बाँहिपर दूटा नमगर-नमगर चेन्ह अखनो धरि विद्यमान अछिए।

पचनियाँ सभ सरकारी कर्मचारी होइत छला जे लोकक धर्मिक भावना एवं अज्ञानताक फैदा उठबैत पैसाक उगाही करैत छला।

ओइ समयमे ग्रामोफोन हएब बड़का बात छेलइ। हमरा गाममे प्राय: तीन गोटेकेँ ग्रामोफोन रहइ। ओइमे गीतक रेकर्डगोल-गोल चक्का सन चढ़ा कऽ ग्रामोफोनक सुई चला दइ तँ गाना-बजाना होइक। बच्चा सभकेँ कहल जाइक जे भोपूमे आदमी नुकाएल अछि। आ हम सभ ओइ आदमीकेँ तकै छेलौं। हमरो ओइठाम एकटा ग्रामोफोन रहैक। ओकर पार्ट सभकेँ खोलि ओइमे नुकाएल आदमीकेँ तकैत रहै छेलौं। एक दिन जेना-तेना किछु पाइक इन्तजाम कऽ मधुबनी जा कऽ दूटा ग्रामोफोनक रेकार्ड कीनलौं, जइमे एकटा छल 'तेरी प्यारी प्यारी सूरत को किसी को नजर ने लगे' ससुराल फिल्मक गाना छल।

सन्दुकमे राखल ग्रामोफोनकेँ खोलि ओइमे रेकर्डकेँ बजबैत कियो देख लेलक। बात बाबू तक पहुँचल। मुदा कनी-मनी डाँट-फटकारक बाद छोड़ि देल गेलौं।

हमरा गाममे दाहा अबैत छेलइ। बच्चा सभ ओइमे बड़ा आनन्दित रहैत छल। हम सभ दाहाक नकल करी। करचीमे फूल आ आर किछु खोपि दिऐ आ सभ बच्चा अपनामे संगोर करि कऽ अँगने-अँगने घुमी आ 'दमदलियाक दाहा हुसे..।' कहि-कहि संगे सभ बच्चा चिचिआइत खूब आनन्दित होइत रही।

छोट-छोट बात सभसँ बच्चामे केतेक आनन्द होइत छल, तेकर ई उदारहण अछि। बरखा, थाल-कादो, रौद, पानि-बिहाड़ि इत्यादि सभमे बच्चा आनन्द ताकि लैत अछि। सच कही तँ वाल्यावस्था ईश्वरत्वक बहुत समीप रहैत अछि। अन्दक आनन्द यत्र, तत्र, सर्वत्र प्रस्फुटित होइत रहैत अछि। हम सभ दरबज्जापर बैसल रहितौं, सिलेट लऽ कऽ लिखैक अभ्यास करैत, कि एकटा पगला अबिते बड़बड़ाइत-

"जलखै, जलखै...।"

किछु-ने-किछु ओकरा कियो-ने-कियो खेनाइ दऽ दइ आ ओ चल जाइत। बहुत दिन तक ओ क्रम चलल रहइ...।

बालमनपर जे गड़ि गेल से गड़ले अछि। अर्द्धनग्न शरी, माटि, थाल-कादो सटने, बकर-बकर बजैत ओ अबैत-जाइत रहैत छल। कहि नइ ओ के छल आ ओकर की अन्त भेल...।

भूतकालक घटनाकेँ मोन पाड़ैत अनायास ओइ शिक्षकपर धियान चल जाइत अछि जे हमरा सबहक घरक सटले बच्चा सभकेँ पढ़बैत छला। बच्चा जँ कोनो गलती केलक, किंवा सबक नहि रटि सकल, तँ घोरनक छत्ता विद्यार्थी-सभपर छोड़ि दैथ।

बाप-बाप चिचिआइत बच्चा सभक स्मरण करैत अखनो रोमांचित भऽ जाइत छी। सोचल जा सकैत अछि जे ओइ बच्चा सबहक की भविस रहल हेतइ। एक्कोटा बच्चा ओइमे सँ नहि पढ़ि सकल। बच्चाक माए-बाप सभ अपन बच्चा सबहक कल्याणक कामनासँ मूक दर्शक बनल रहल। आ सभ बर्वाद भऽ गेल।

"ई बसुधा काइ को नाही...।"

"ऐ पछवरिया घरवारी। ऐ पुबरिया घरवारी...।"

ई टनक अबाज छल एकटा भिखमंगाक। साए बीघा खेतक हमहूँ मालिक छेलौं।

"ई वसुधा काहु कि नाही...।"

कएक बेर ओ ई बात चिचिआ कऽ कहैत। हाथमे छड़ी, आँखिपर टुटल-फुटल चश्मा, धोती पहिरने, ओकरे ओढ़ने। ओ हमरे गामसँ सटल बेलौजाक छला। हमर पितियौत बाबी ओही गामक रहैथ। तँए हुनकासँ बेसी ओ अपेक्षा रखैत छल। ओकरा एक तम्मा चाउर देल जाइत तखने लैत, मुट्ठी भरि नहि। जौं मुट्ठी भरि देबाक कियो चेष्टा करैत तँ ओ चिकरैत-भोकरैत चल जाइत। मास-दू-मासमे एकबेर अबैत आ भरि तम्मा भीख भेटलाक बाद ओइ दिन दोसर घर नहि जाइत। एहेन कड़क अबाज, बेवहारक ओ भीखमंगा। अन्दाज ओकरा ओइ अवस्थामे अलग पहचान दैत छल। कहि नहि की भेल जे ओकर एहेन आर्थिक पतन भेल। निश्चय ओ एकटा अलग व्यक्तित्वक लोक छल।

स्कूलक रस्तेसँ अल्हाक ढोलकक थाप सुनाइत छेलइ। होइत जे दौड़ कऽ रस्ता तँइ कऽ अल्हा सुनए पहुँच जाइ। घर पहुँचते बस्ता रखितौं आ भागितौं। माय कहैथ-

"पहिने किछु खा तँ लिअ।"

माइक गप सुनिते कहि दिऐन-

"आबि रहल छी।"

आ अल्हा सुनए पहुँच जाइ। हमरा गाममे अल्हाक बहुत रेवाज छेलइ। दुपहरिया कटबाक ई उत्तर साधन छल। भरि गामक लोक सभ जमा होइत आ ओ जोशा-जोशा कऽ ढोलकपर थाप मारैत आ गबैत अल्हा-रुदलक अनेकानेक प्रकरण सुनबैत-

"बाबू सुनो हमारी बात, एक दिन की नहीं लड़ाई गाबत बीत जाय बारहम मास...।"





ऐ तरहक पाँति सभसँ गीतमय कथानक रूचिगर छल। बच्चा सबहक हेतु ओ अद्भुत आकर्षण छल। बेरा-बेरी केतेको दरबज्जापर अल्हाक आयोजन होइत रहै छल। ओ नट हमरा गाममे बहुत प्रसिद्ध भऽ गेल छल।

गाम-घरमे सामान्यत: लोककेँ ऐ तरहक मनोरंजन उपलब्ध छल। औझुका जकाँ टेलीवीजन नहि रहैक तहिया। रेडियो सेहो केकरो-केकरो गाममे रहइ। तँए किछु तँ चाही।

**भाग- २**

गाममे सामान्यत: लोक भोरे उठि जाइत अछि। हमर बाबा तँ भोरे उठि कऽ सभ काज कऽ जन अढ़ा कऽ आबि जाइत छला, तखनो चहल-पहल कमे रहैत छल। हमहूँ नित्य नियमित नवका पोखैरमे स्नान करी। ओइठाम भगवान शिवक पंचमुखी मूर्ति छल, पूजा करी, जल ढारी, व्यायाम करी, तखन घर आबी। स्नान करए जाइत रस्तामे रस्तामे हारमोनियमपर भजन गबैत मधुर अबाज सुनैमे अबैत रहैत छल। गामसँ उत्तर-पच्छिम मन्दिरपर ओ पुजारी छला। सिधिंऔन गामक। हुनक स्वरक मधुरता समस्त वातावरणमे अद्भुत आनन्द भरि दैत छल।

सूर्योदयसँ पूर्व हमर स्नान भऽ जाइत छल। पोखैरमे धराधर डुबकी लगाबी। जाड़क मासमे तँ यैहले-वैहले स्नान भऽ जाइत छल। गर्मीमे कनी-मनी हेलानाइ सेहो भऽ जाइत छल। ओइ समयमे कुट्टीपर आरतीक घड़ी-घण्ट टनाटन करए लगैत छल जे बड़ीकाल धरि चलैत रहै छल। कुट्टी परहक बाबा बहुत संग्रही रहैथ। ओ बहुत रास गाए पोसैथ। मुदा एक राति चुप्पे मन्दिरसँ समान सभ लऽ चलि गेला।

सन् १९६१मे सम्पूर्ण रामायण सिनेमा आएल छल। लॉडस्पीकर-पर गामक गाम प्रचार होइ-

'देखना मत भुलियेगा, शंकर टॉकिज- मधुबनीकेँ विशाल पर्दे पर सम्पूर्ण रामायण...।'

गाम-गामक लोक उनैट गेल छल। ओ सिनेमा केतेक चलल से नहि गनल जा सकैत अछि। हमरो गामसँ केतेको लोक सम्पूर्ण रामायण देखए गेला। हमहूँ बाबूजीकेँ केतेक बेर कहने हेबैन-

"बाबूजी, सम्पूर्ण रामायण देखए चलू।"

ओ आइ-काल्हि करैत रहला आ हम सम्पूर्ण रामायण सिनेमा नहि देख सकलौं। ओइ सिनेमाक गीत सभ अखनो हम सुनै छी तँ स्वत: अपन वाल्यावस्थामे विलीन भऽ जाइ छी।

"बदलो बरसो नयन की ओर से...।"

आ

"हम रामचन्द्र की चन्द्रकला से...।"

ई दुनू गीत तँ हमर बेर-बेर सुनैत रहै छी। मोन होइत रहैए एकबेर ई गीत अहूँकेँ सुना दी। चलू फेर कखनो। जखन कखनो ई गीत सुनै छी तँ स्वत: आँखि नोरसँ भरि जाइत अछि।

सीता-जन्म वियोगे गेल, दुख दुख छोड़ि सुख कहियो ने भेल। जगतजननी मैथिली-सीतामैयाक दुखक वर्णन करैत ई गीतमे भावनाक अद्भुत विस्फोट अछि। समाजिक कुबेवस्था एवं सामन्तवादी सोचक विद्रोह स्वरुप अपन सन्तान द्वारा अन्यायक प्रतिवाद करैत ई गीत-

"हे राम तुम्हारी रामायण तब तक होगी सम्पूर्ण नहि...।

जब तक राज्य के निर्माता, धोबी के बाद में आयेगे,

भारत भविष्य की माता को धोखे से वनमे ठुकराऐंगे...।"

ऐ गीतक एक-एक शब्द रोमांचित करैत अछि। केतेक अन्याय सहए पड़ल मिथिलाक ओइ यशस्वी सन्ताकेँ। खाएर चलू आगू बढ़ी...।

जीवन यात्रामे एहेन केतेको दृश्य अछि, जे मोनमे गड़ि जाइत अछि। जानकीक संग एना किए भेलैन। सोचैत-सोचैत रहि जाएब। मुदा उत्तर नहि भेटत। बाबूजी कएक बेर बजैत रहैथ-

"विधि वाम की करनी कठिन, जश सियहि किन्है बाबरो...।"

यद्यपि समय बहुत आगाँ बढ़ि गेल अछि, लोकक विचारो बदलल अछि, तथापि सीता सदृश अनेको मैथिलानी अखनो चौबटियापर न्यायक बाट तकैत देखल जाइ छैथ।

धिया-पुताक छोट-टोट बात ओकर भावी जीवनक दिशा निर्देश करैत अछि। हमरा बच्चामे खेलबाक बहुत जतन रहए। आस-पासक बच्चा सभकेँ पकैड़-पकैड़ कऽ खेलक हेतु इकट्ठा करी। कएक तरहक खेल होइत रहइ, बिनु खर्चक आ बिनु कोनो झंझटक- जेना कबड्डी, विट्ठ, फूटबॉल, बालीबॉल आदि। कबड्डी तँ



ejournal 'विदेह' २२० म अंक १५ फरबरी २०१७ (वर्ष १० मास ११० अंक २२०) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

हमरा दरबज्जेपर होइत रहइ। स्कूलसँ अबिते देरी भीर जाइत रही। फूटबॉल हमरा गाममे बहुत प्रचलित छल। विष्णुपुर टोलसँ सटल खेलक मैदान छल, जइमे बरोबैर खेल होइत रहइ। बादमे हाई स्कूल बनि गेलाक बाद ओकरे मैदानमे खेल हुअ लगलै। पुरना समयमे हमर गामक फूटबॉल टीम बहुत प्रसिद्ध छल। हमर बाबू सेहो बढ़ियाँ खेलाइत छला। ओ कहैथ जे खेलक चक्करमे पढ़ाइ चौपट्ट भऽ गेल। वाट्सन स्कूल-मधुबनीक छात्र रहैथ आ गेनखेलीमे जेतए-तेतए चल जाइत रहैथ। हुनका केतेको मेडल भेटल रहैन। जँ आजुक समय रहैत तँ बाते अलग रहैत। शायद हुनका अपसोच नहि करए पड़ितैन। मुदा ओइ समयमे तेहेन परिस्थिति नइ रहइ। कलकत्ता गेल रहैथ तँ मोहनबगानमे गेनखेलीमे चुनाव भऽ गेल रहैन मुदा थोड़बे दिनक बाद गाम आपस चल एला। लोक सभ बुझेलकैन जे गाममे कोन कमी अछि जे अहाँ कलकत्ता एलौं, आदि-आदि अनेको बात कहलकैन।

पछाइत गेनखेलीसँ हुनका तेतेक परहेज देखिऐन जे जँ हम कहियो खेलैत देखा जइतौं तँ पकैड़ कऽ लऽ अबैथ। जेना खेलकेँ पढ़ाइक शत्रु मानए लगला। परिणाम भेल जे हम खेलक मामलामे चौपट्ट भऽ गेलौं आ सदा-सर्वदाक लेल खेल-धूपसँ विरत रहि गेलौं।

एकबेर केना-ने-केना पैसाक जोगार कऽ बड़का गेन किनलौं। बच्चा सभ मिलि ओइमे हवा भरलौं। आ कुट्टीक भीरपर खेलए गेलौं। ओ जगह गामसँ कनियेँ हटल अछि। तँए मनमे ई आशा रहए जे पकड़ल नै जाएब, मुदा केना-ने-केना बाबू ओत्तौ पहुँच गेला, हमरा देखते तमसाए लगला। खेल बन्द भऽ गेल। एवं प्रकारेण धीरे-धीरे हम ई सभ निङ्गहे छोड़ि देलौं आ सोलहन्नी कितावसँ चिपकए लगलौं। ओना, ऐसँ पढ़ाइमे फैदा भेल, मुदा खेल-धूपसँ हटि जेबाक कारण कएकटा क्षति सेहो भेल। हमरा हिसाबे ई ठीन नहि भेल, मुदा समय-समयक बात होइत अछि। ओइ समयमे जे भेलै से भेलइ। आब लोकक दृष्टिकोण बदैल रहल छइ। खेलक प्रति लोकक सकारात्मक रूखिसँ बच्चाक सर्वांगीण विकास होइत अछि। समाजिक पक्ष मजगूत होइत अछि एवं ओकर सोभावमे शहनशीलता ओ सामंजस्य करबाक भावना बढ़ैत छइ। परीक्षामे नम्बर आनि लेबे सभ किछु नहि अछि। ओइसँ हटियो कऽ जीवनक अनेक पक्ष अछि, जैपर धियान देबाक जरूरी अछि, जइसँ जीवन बेसी सुखी ओ शान्त रहि सकैत अछि।

ई निश्चय जे माता-पिताक मनमे सन्तानक कल्याणक कामना रहैत अछि मुदा ओकरा अपन आकांक्षा किंवा मनोरथक प्रतिविम्ब बनबैक परियास कएक बेर बच्चाक विकासमे बाधक भऽ सकैत अछि। भगवानक दृष्टिमे सभ मनुख एक अद्भुत रचना अछि आ सभ किछु-ने-किछु विशेषता, विशेष क्षमता लऽ कऽ अबैत अछि। परिवार एवं विद्यालयक दायित्व अछि जे ओकर विशेषताकेँ बुझए आ ओइ दिशामे ओकरा विकासक समुचित सुविधा सेहो दइ। डाक्टर, इन्जीनियर बनि जाए, एतबे जीवनक अन्तिम सत्य नहि भऽ सकैत अछि।

हमरा गामसँ उत्तर-पूबमे चौकसँ कनिक्के हटि कऽ एकटा मन्दिर अछि। जेकरा कुट्टी सेहो कहल जाइत अछि। ओइठाम सावनमे सभ साल झूला जोर-सोरसँ मनौल जाइत छल। भजन-कीर्तनक गायन होइत छल। आस-पासक गामक लोक झाँझमे ओइठाम एकट्ठा होइ छला। कार्यक्रमक अन्तमे प्रसाद वितरण होइत छल। कुट्टीपर बाबाकेँ बहुत रास गाए छेलैन। ओही गाइक दूधसँ प्रसाद बनौल जाइत छल, जइमे पर्याप्त मात्रा दूध आ मुट्ठीपर चाउर दऽ दऽ पायस बनौल जाइत छल। धिया-पुताकेँ ओ पायस खेला बाद स्वर्गक आनन्द भेटैत




छल। बड़का थाड़मे पायस राखि कऽ बाँटल जाइत छल। मुदा लोककेँ पायस बहुत कम मात्रामे देल जाइत छल। मुँहमे पायस जाइते देरी लगैत जे गलि गेल। स्वादिष्ट, मधुबर एवं मनमोहक। बच्चा सभ पायस लेबाक हेतु बारंबार परियास करैत छल। धक्का-मुक्की होइत छल। वारिक (परसनिहार) हमरे टोलक रहैत छला। ओ सदिखन ऐ बातक धियान रखैत छला जे अपना-ले पर्याप्त मात्रामे पायस बँचि जाए, मुदा लोकक आक्रमण देख ओ परेशान भऽ जाइत छला। एक बेर तँ पायसक बट्टा लेने ओ पोखैरमे कुदि गेला आ अन्दर पानिमे जा कऽ ताबरतोर पायस सुरकए लगला। चारूकात गामक धिया-पुता ओ युवकगण ऐ दृश्यकेँ देखैत रहि गेला। हमहूँ पोखैरक कातमे आन-आन बच्चा सबहक संगे ऐ दृश्यकेँ देखैत रहि गेल रही, जे अखनो धरि नहि बिसराएल।

बाबू साइकिलसँ मधुबनी जाइत रहैत छला। कहियो-काल किछु-किछु फरमाइस कऽ दिऐन। एकबेर पेन अनबाक हेतु कहलयैन। सड़कक कातमे ठाढ़ भेल बड़ीकाल तक बाट तकैत रही जे बाबू पेन लऽ कऽ आबि रहल छैथ। जेतेक साइकिल देखा पड़ैत, देखते होइत छल जे वएह आबि रहल छैथ। केतेको काल धरि बाट तकलाक बाद बाबू साइकिलपर अबैत देखेलैथ। थाकल, अपसियाँत भेल बाबूजीकेँ साइकिलसँ उतैरते पुछलयैन-

“बाबू, पेन अनलौं?”

बजला-

“जा! बिसरा गेल..!”

सुनिते देरी बहुत निराशा भऽ गेल रही। पछाइत वौसबाक हेतु बाबू अपन हाथसँ धड़ी निकालि कऽ हमरा हाथमे पहिरा दैथ। शर्त ई जे घड़ी देख कऽ पढ़ब।

मधुबनीमे सर्कस आएल छल, राति-के फोकस लाइट छोड़ल जाइत छल जे दूर-दूर तक देखल जाइत छल। बाबूकेँ खुशामद कएल गेल। हम आ बाबू सर्कस देखलौं। तरह-तरहक व्यायाम, खेल, धूप आदि ओइ सर्कसमे देखौल गेल। तेतबे नहि, बाघक संग सर्कसमैनक खतरनाक खेल सेहो देखौल गेल छल। गाम-गामसँ सर्कस देखबाक लेल महिनो भरि लोकक ढवाहि मधुबनीमे लागल रहैत छल। सर्कस देख कऽ स्वर्गक आनन्द भेल रहए। तरह-तरह केर व्यायाम ओ खतरनाक खेल सभ एकट्ठे देखबाक एहेन अवसर गाम-घरमे कम अबैत छल।

हम सभ बच्चा रही तँ हमरा गामक एक महान संत श्रपति श्वामीक चर्चा होइत रहै छल। ओ गौर वर्णक ओजस्वी व्यक्तित्वक लोक छला। सन्यासी रहैथ। हाथमे दण्ड-कमण्डल रहैन। माय कहैथ जे गीता पढ़ैत-पढ़ैत हुनका मोनमे वैराग्य उत्पन्न भऽ गेल आ ओ जवानियेँमे सन्यास लऽ लेला। ओ कहियो काल गाम अबैत छला आ अपन शिष्यक ओइठाम रहैत छला। गामक पुस्तकालय एवं नवका पोखैरपर लोक सबहक संग ओ धर्म चर्चा करैत छला। ओइ समयमे गामक प्रतिष्ठित बेकतीमे ओ गनल जाइत छला।





गामक पुस्तकालयपर तरह-तरह केर खेलक सामग्री सभ सेहो लागल छल। किछु दिनक बाद एक-एककेँ ओ सभ टुटैत गेल आ क्रमश: नष्टभऽ गेल। पुस्ताकलयमे थोड़ेक समय तक बहुत गहमा-गहमी रहैत छल। अखबार, रेडियो अथबा पुस्तक सभ सेहो ओइमे छल।

१९६२ ई.मे, जे चीन युद्धक समय छल, रेडियोसँ समाचार सुनबाक हेतु लोकक भीड़ लागि जाइत छल। ऐ सभमे हमर गामक स्व. विश्वम्भर झाजीक गंभीर योगदान छल। दुर्भाग्यवस ओ बेसी दिन नहि रहि सकला। सन्१९६९ मे कमे उमेरमे हुनकर देहावशान भेलाक बाद ई सभ गतिविधि नष्ट भऽ गेल।

गाम-घरक आस-पास एक-सँ-एक प्रतिभाशाली बच्चा सभ छल। केकरो स्वर अद्भुत छेलइ तँ कियो पहलमानीमे निपुण छल। कियो मधुर गायन आ वाद्ययंत्रक प्रति आकर्षित छल तँ कियो किछुमे...। मुदा परिवार वा स्कूलमे ऐ सबहक विकासक संभावना नगण्य छल। परीक्षामे रटि-फटि कऽ नीक नम्बर अनलौं तँ बड़ नीक अन्यथा सभ व्यर्थ..! एहेन बच्चाकेँ नकारा घोषित कऽ देल जाइत छल। परिणामत: कएटा बच्चा जे जीवनक केतेको क्षेत्रमे अग्रगामी भऽ यशस्वी भऽ सकैत छला,मुदा ओ विषादपूर्ण जीवन जीबैले मजबूर भेला।

हमर गामेक एहेन कएटा बच्चा छल जिनकामे गेबाक अद्भुत सामर्थ्य छेलैन। बिना कोनो प्रशिक्षण लेने जे ओ मैथिली गीत सभ गबैथ से बुझू सुनिते रहि जइतौं। मुदा हुनका सभकेँ कोनो प्रकारक संरक्षण, प्रशिक्षण नहि भेल। सभ कलान्तरमे गाँजाक सोंट लगबैत अपन-अपन स्वरकेँ नष्ट केलैन..!

बच्चामे हमरो हारमोनियम सीखबाक ललक जगल। जेना-तेना पैसाक प्रवन्ध कऽ मधुबनी जा कऽ अपनेसँ एकटा हारमोनियम कीनि अनलौं। गाममे एक गोटे हारमोनियम बजाएब जनैत छला। हुनकासँ हारमोनियम सीखए लगलौं कि गामक बुझनुक लोक सभ हमरा बाबूजीकेँ आबि शिकाइत केलकैन। शिकाइतो एना केलकैन जे 'ई बच्चा तँ दुरि भऽ रहल छैथ। केहेन बढ़ियाँ पढ़ैत छला। आ तैपर सँ धियान हटि गेलैन..!'

परिणाम भेल जे हम हारमोनियम सीखब छोड़ि देलौं। हलाँकि थोड़-बहुत जे हारमोनियम सीखि सकलौं, ओ अखनो अबिते अछि। मुदा तेतबे...। जे कि किछु लय निकालि सकैत छी।

मुदा अखनो धरि हम ई नइ बुझि सकलौं से कोन तरहेँ हारमोनियम सीखब खराप होइत। खाएर, लोकक सही सोचक अभाव छल जे बच्चा सबहक भविस हेतु कएक बेर बहुत अहितकर भेल। खाएर जे हौउ, मुदा बेटाकेँ पढ़बै-लिखबैमे हमर बाबूकेँ बहुत रूचि रहैन, जे कि हरिदम उत्साहित करैत रहैत छला, आ से मात्र हमरे नहि, गामक आनो-आन बच्चा सभकेँ।

पिताजी जइले प्रेरित करैत रहैथ, तेकर फैदा तँ भेबे कएल आ भाइए रहल अछि। परीक्षा सभमे लगातार हमरा नीक नम्बर आएल। मुदा कहक माने जे परीक्षाक नम्बर अनबाक अतिरिक्त जीवनक अन्य आयाम थिक जेकर बुझबाक, विकासक गाम-घरमे कोनो जोगार ने तहिया छल आ ने आइये भऽ सकल।

'भाग्ये ललति सर्वत्र, न विद्या न च पौरुष:'

कहल जाइत अछि जे विधाता जन्मसँ पूर्वे मनुखक भाग्य लिखि कऽ पठा दइ छैथ। हमर स्कूलक प्रयोगशाला कक्षमे उपरोक्त पाँति मोट-मोट अक्षरमे लिखल छल। जीवन यात्राक क्रममे घटित नाना प्रकारक घटना एवं अनका-अनका जीवनक तथ्य दिस देख, सुनि ई कथन एकदम सत्य लगैत अछि। एक आदमी जनैमते जीवनक समस्त सुख-सुविधा सम्पन्न भऽ जाइत अछि, दोसर तरफ केतेको एहेन लोक छैथ जे जीवन भरि जीबाक हेतु संघर्ष करैत रहि जाइत अछि। तेकर माने ई नहि जे भाग्यपर छोड़ि कऽ आदमी कर्तव्यहीन भऽ जाए, आ कामना करैत रहि जाए जे जे भाग्यमे हेतै से हेतइ। परियास तँ करब उचिते अछि, मुदा ई बात मानि कऽ चलू जे सभ किछु अपने मोनक नहि भऽ सकैत अछि। जँ अपना मोनक हो तँ नीक आ जँ अपना मोनक नहि हो तँ आर नीक। कारण ओइमे ईश्वरक इच्छा सम्मिलित रहैत अछि। बेचैन रहलासँ बढ़ियाँ अछि जे निमतिकेँ स्वीकार कए मनकेँ शान्त राखल जाए, कारण शान्त मनमे विकासक अनन्त सम्भावना रहैत अछि।

बच्चाक दुनियाँ माए-बाप, चाचा-चाची किंवा आस-पासक अन्य निकट सम्बन्धीक इर्द-गिर्द सिमटल रहैत अछि। ओकर सम्पूर्ण व्यक्तित्वक निर्माणमे परिवार एवं परिवारिक परिस्थितिक गंभीर प्रभाव होइत अछि। आस-पासमे रहनिहार लोक एवं परिवेश सेहो ओकरा प्रभावित करैत अछि। निश्चित रूपसँ हम ऐ मामलामे भाग्यवान रही। माता-पिता एवं पितामहक अद्भुत सिनेह एवं समर्थन हमरा भेटल।

९ भाए-बहिनक पैघ परिवारमे कखनो ई नहि भेल जे कियो किनकोसँ कम महत्वपूर्ण छल। सभपर बरोबैर धियान देल गेल। हमरासँ ज्येष्ठ पाँचटा बहिन छेली। हुनका लोकनिक बिआह-दान एकटा दीर्घकालीन घटना क्रम छल। १०-१२ वर्ष लगातार घरमे बिआह, कोजागरा, मधुश्रावणी, द्विरागमन सहित नाना प्रकारक विध-बेवहार होइत रहैत छल। एतेक भारी परिवारिक जिम्मेदारीक अछैत माय-बाबू बहुत आशावादी एवं आस्थावान छला। हमरा निरन्तर आगू बढ़बाक हेतु प्रेरित करैत रहला। गामक लोकक एवं परिवेशक सकारात्मक रूखि सेहो हमरा उत्साहित करैत रहल। ओ सभ प्रणम्य छैथ, जिनकर स्मरण करैत-करैत हम ओइ गामसँ दूर रहितो सदिखन अपनाकेँ ओहीठाम अनुभव करैत रहै छी।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**बी.एन. लाल दास- चिचड़ी वाली भौजी**

**मैथिली कहानी**

***************

लाल काकी , नामि के कहैत रहथिन्ह जे एतेक टा छः घरवासी वाला आंगन में चिचड़ीवाली कनिया के त्याग आओर बलिदान याद राखय योग्य अछि।

नामि पुछलखिन्ह - माँ , की केलखिन्ह,भाभी।




लाल काकी बड़ड पुरान घटना सभके कहँ लगलखिन्ह- जे चिचड़ी वाली कनिया एहि परिवार में आब सं पूर्ब विधवाक जिंदगी जी रहल रहैथ। वोकर नाम जस्सी रहैंह।

एक दिन लाल कका ककरो सिद्धान्त में गेल रहथिन्ह। हाल चाल पुछैत समय पता चललैन्ह ,जस्सी के बारे में, ज़े कतेक कठिन सा जीवन बिता रहल छैक। जस्सी के पिताजी, एतबे कहलथिन्ह - ओकरा भाग्य में इहा लिखल रहैक। जिंदगी भार बनि गेलैक। हम ककरा की कबैक जे हमर विधवा बेटी के हाथ पीला करू। दालानों पर बैस नहीं देत। एक लोटा पानि त बहुत दूरक बात अछि।
लाल कका काफी सुलझल आओर उदार विचारधारा के एक सम्मानित लोक छैथ। ई सुनि हुनक ह्रदय हहैर गेलैन्ह। सामाजिक व्यवस्थाक आओर सोच पर तरस ऐलैन्ह। हम सभ 21 वी सदी में छी,समाजक सोच 19वी सदी के छैक। हम अपने घर सं शुरू करब विधवा बिबाह। हम अपन घर में विधवा के बियाहब। हमर भातिज सं बढ़िया के हेतैक। लाल काकी ई सुनि स्तब्ध भ गेलिह।

लाल ककाक ई निर्णय पर गाम में खलबली मैच गेल। भात भतबरी के निर्णय समाज द्वारा सुनाओल गेल। लाल काका टस सा मस नहि भेलाह। पंचायत लागल,लाल कका स्पस्ट कहलखिन्ह - अहाँ सभ भात-भतबरी करू,कोनो बात नहि। हमरा सभ के बारि दि अ, कोनो बात नहि, मुदा एक विधवा के नया जीवन दें मं में कोनो कमि नहि रह देबैक। हमर इहा प्रार्थमिकता अछि।

पारिवारिक सभ लोक फगुआ में जमा भेल। बैभव सेहो आयल रहैत।लाल कका विना लैप लपट के पुछलखिन्ह, बैभव , अहाँक की विचार?

बिना संकोच केने बैभव अपन विचार प्रकट केलखिन्ह- अहाँ सभ जे करबैक,हमरा सहर्ष मंजूर अछि। विवाह शुभ मुहूर्त में भय गेलैन्ह। आई वो चिचड़ी वाली कनिया छैथ।

चिचड़ी वाली कनियाक नया जीवन शुरू भेल काफी साल बीत गेलैन। सभक साथ केना मिल क रहल जाइत छैक,केना प्रेमक गंगा परिवार,समाज में बहै, वो इक मिशाल मानल जाइत अछि।

बैभव के नीक नौकरी नहीं रहैंह, एक स्कूलक नौकरी। परिवार मुश्किल से चलैत रहें। लाल काकी के नहीं याद रहैंह जे कहियो किछु मांगने हेतैन्ह। जे रहैं, भगवानक प्रसाद मानि चलैत रहथिन।

बैभव के याद छैन्ह जे छोट बहिनक बिबाह में जस्सी अपन सभ गहना गुरिया के बेच क नीक बिबाह में सहयोग केने रथिन्ह। आई हुनका कोनो गहना गुरिया,किछु नहीं छैन्ह।गोल्डप्लेटेड गहना हुनक सौन्दर्य बढ़ा रहल छैन्ह।वाहि ठाम नामि के गहनाक कोई कमी नहि। कोनो ईर्ष्या, जलन के नामो निशान नहि। जिंदगी सा कोनो शिकवा- शिकायत नहि।
बैभवक आंगन में दू बच्चा सभ के दिल जीतने रहैछ।

समाजक कोनो प्रकारक बीमारी,हॉस्पिटल के कोनो काज महिला के होइनिन्ह,जस्सी राति भरि समय द क लोक सभक दिल जीतने रहथिन्ह।

जस्सी अपन आभार लाल काकी,लाल कका आओर पूरा परिवार के दैत नहीं थाकैत छैथ। आई समाज में इज्जत, सम्मान सभ लाल कका के उच्च विचारक परिणाम छल।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

३. पद्य

३.१.मुन्नी कामत केर सुखल मन तरसल आँखि काव्य संग्रहक दोसर संस्करण

३.२.१.प्रदीप पुष्प- वैलेंटाइन स्पेशल...गजल सहित २टा गजल २. आशीष अनचिन्हार- ३टा गजल

३.३.राजेश मोहन झा ' गुंजन'- वसंत गीत

३.४.बृषेश चन्द्र लाल- तप ?!

मुन्नी कामत केर

सुखल मन तरसल आँखि

काव्य संग्रहक दोसर संस्करण

(पहिल संस्करण : 2014, दोसर संस्करण : 2017)

काव्य क्रम

समरपित होइत बेटी/18

नव जीवनक निर्माण/19

घर-घर बढ़ल अतियाचार/20

संकल्प/21

दहेजक बिहाड़ि/22

एहेन समाज/26

सुरज दादा/27

सियान भेल हमर खेल/28




महगाइक खेल/29

सुखद अछि ई मिलाप/30

सान हमर मिथिला/31

विरह/33

देशक राजनीति/34

विदेशी चालि/35

बेटी किए बनेलहक विधाता!/36

दुनियाँ तबाह भऽ गेल/37

अन्हार भेल जाइए देश अपन/39

बाबू हम सिपाही बनबै/39

आगमन अहाँक/40

हरल जाइए जननि/41

कौआक दुलार/42

कोइस रहल छी जन्मकेँ/43

गाम-घर/44

मलार/45

मुनगा/45

सगरे इजोत हमर मिथिला/46

अरिकंचन/47

हमर मिथिला हमर परान/48

नारी/49

जट-जटिन/50

सुखल मन तरसल आँखि/53

मनुखक सौदा/54




अनमोल-बोल/55

चलाकक दुनियाँ/56

बून-बून बँचाबी हम/57

जिनगीक मरीचिका/58

तकैत जिनगी कड़कटक ढेरमे/60

संकल्प-2/61

ठमकल शब्द/62

दहेजक बिहाड़ि/63

हराएल हमर रूप/64

विदाइ/65

बेटी/67

दहेजक आगि/68

ओइ पार/69

नेताजी/70

पहिल बरखा/71

किसान/72

समाजक विडम्बना/73

दर्दक टीस/74

रोकू कियो ऐ बाढ़िकें/75

नोराएल आँखि/76

किए छी हम अछूत/77

भ्रष्टाचारक परसाद/78

तब हँसत तुलसी/79

शिल्पकार/80





यादि गामक/81

आशाक किरण/82

नारीक पहचान/83

आजाद गजल-1/84

आजाद गजल-2/85

बौआ देखहक चान्दकेँ/86

भोरक सनेस/87

बेटी-लहास/88

बाल-श्रम/89

फगुआ/90

आन्हर कानून/91

बून्नक मोल/91

करी मिथिलासँ पहचान/93

करिझुमड़ी कोसी/94

नइ लेब आब हम दहेज/95

मिथिलाक दादा/96

पाहुनक माछ/96

हमरा पागल कहैत अछि लोक/97

सगरे अन्हार अछि/98

माइक रूदन/99

अपना दिस निहारू/100

नचार किसान/101

स्वच्छ समाज/102

माए एक चुटकी नून दऽ दे/103




बेटी/104

कारी-बजार/106

शब्दक खेल/107

माए बता तूँ एगो बात/108

अन्हार घरमे हत्या/109

बेटी/110

भेल पूर आस/111

भाइक सिनेह/112

अल्हर मेघ/113

सिया तोरे कारण/114

जाड़/115

बन्दिश/117

टाकासँ बिआह/118

काँच बाँस जकाँ लचपच उमेरिया/119

मन्क वेदना/120

सरहद/121

जतरा/123

अंकक मेल/123

बहिन/125

समरपित होइत बेटी

जहिया एकर जन्म भेल

तहिए डिबिया मिझा गेल,




सभ कहलक कलंक एलौ

छठिहारोसँ गीत हरा गेल।

जँ-जँ ई नमहर भेल

समाजक बोझसँ दबैत गेल

गामक लाज, बाबूक पगड़ी

पकैड़ बेटी सियान भेल।

एक जन्म बीतल,

दोसर जन्म लऽ तैयार भऽ गेल

केकरो नै किछु कहलक

हरिदम समरपित होइत गेल

जुबान रहितो मूक बनि

सभ दुख सहैत गेल।

बेटी बनि गेल

समर्पण आ तियागक मूर्ति

तैयो एगो कलंक

एकरा माथ पर

किए लगि गेल

किए कहैए हमर समाज की

बेटी जनैमते दू हाथ धरती

तर चलि जाइत छइ।





नव जीवनक निर्माण

ब्रह्माक छी सन्तान हम

ब्रह्मा बनि आएल छी

जेकर कर्म अछि

नित नव निर्माण करब

हम केना ई बिसरल जाइ छी।

अछि हमरा बाँहिमे बल

मस्तिष्कमे अपार ज्ञान

फेर किए हम सुस्त बनि

अपन मनोबल घटेने जाइ छी।

एक्के माटि आ एक्के साँच

अछि परमात्मा ले

जइसँ ओ सभ

मनुखक निर्माण करैत अछि

एक्के ज्ञानक सारसँ

ओ सभपर बरसा करैत अछि।

फेर अहाँ किए पछुआएल छी

अपनापर बिसवास रखू

आत्मबल मजगूत करू

असगर चलु राहपर

केकरो नै बाट देखू




लक्ष्य अहाँक आगू अछि

पाछू मुरि नै कमजोर बनू

ब्रह्माक सन्तान अहाँ छी

तँए ब्रह्मा बनू

नित नव गुण, संस्कार आ

नव जीवनक निर्माण करू।

घर-घर बढ़ल अतियाचार

घुमि आउ सरहदक लाल

ओतए रहनाइ अछि बेकार

सीमाक परवाह छोड़ू

देखियौ अपन देशक हाल।

बिसैर गेल सभ

मर्यादा अपन

मान-सम्मान

संस्कृति अपन

धर्म-मानवता भेल बेकार

बढ़ि रहल अछि अतियाचार।

बाहरबलासँ नै

आब घरबलासँ खतरा अछि

मूस बाघ बनल




गीदर बनल अवारा अछि।

दुश्मनक डेरा ओइ पार नै

घर-घर ओकर बसेरा अछि

पाँच सालक बेटी बेइज्जत हुअए

की यएह हमर परम्परा अछि?

मनुख, मनुखक दुश्मन बनल

नै केतौ कोनो भैयारी अछि

सभ सम्बन्ध खण्डित भेल आइ

देख रहल छी भविस अपन

केतेक कारी सियाह अछि।

**संकल्प**

बान्हि लिअ मनकेँ

कर्तव्यक डोरसँ

कहीं मनक चंचलता

बेलगाम ने बना दिअए

हूंकार भरि ई अहंकार

कहीं अहाँकेँ शैतान ने बना दिअए।

गिरैसँ पहिले

अगर सम्हैर जाए

तँ चोट नै लगत,




निश्चय होइ सच्चा

तँ अकासकेँ झुकबैत

कोनो देर नै लगत।

एना तँ घटि-घटि कऽ चान

एक दिन पूर्ण होइ छै

ढलैत सुरूजक संसार

इजोत करैक वचन

दिया दइ छइ।

नै हारिक

संकल्प रखू मनमे

तँ पूसक कपकपाइत ठण्ढमे

गरमाहट एगो जुगनु ओ दइ छइ।

**दहेजक बिहाड़ि**

माए-

“नाँघि एलौं सासुरक चौकैठ,

कलंकित तूँ हमर कोइख केलँह

ओनइ केतौ डुमि मरितेँ

मोलि चुनर ओढ़ि,

किए आँगन एलँह।”




बेटी-

“माए हम आन नै,

अहींक खून छी

नै बनाउ हमरा बीरान,

ईहो तँ हमरे घर छी।”

माए-

“बेटी बीरान बिआहे दिन भऽ जाइ छै,

माइक आँचर माथसँ उठि जाइ छै,

वएह दिन ओ दू कुलक लाज रखैक सप्पत खाइ छै,

मर्यादाक बछिया पहिर,

अपन सासुरकेँ स्वर्ग बुझि हर कर्त्तव्य निमाहैत

ओत्तै जीवन समपन्न करै छइ।”

बेटी-

“माए हम नै कोनो पाप केलौं,

नै अहाँक कोइखकेँ कलंकित केलौं,

हमरा सभ प्रतिज्ञा याद अछि,

अपन मर्यादाक अभास अछि।

पर हमहूँ तँ एगो जान छी, न कि कोनो वस्तु,

जेकर बेर-बेर सौदा होइत अछि।”

अहीं कहू जहियासँ अहाँ हमर बिआह केलौं

सभटा खेत, जेवर-जत्था बेचि देलौं,




आब ई घरो गीड़बीपर अछि,

तैयो नै ओकर पेट भरैत अछि।"

माए-

"हमरा शरीरमे जब तक जान अछि

हम ओकर मांग पूरा करैत रहब

जब तक ओकर भूख शान्त नै होइ

हम खून बेचि ओकरा तृप्त करैत रहब।"

बेटी-

"किए अहाँ अन्हारमे छी,

हमरा बेटी होइपर शर्मसार करै छी,

तँए आइ बिछिया हम उतारि एलौं,

सभ सम्बन्ध तोड़ि एलौं

दऽ एलौं हम तलाक

हारि एलौं दहेजक वाक।"

माए-

"चुप रह निरलज! ई की बात बजै छँह,

हिन्दू भऽ मुस्लिम रीत चलबै छँह,

एक बेर ई डोर बन्हैए

मरन तक नै गाठ खुलैए

ई दहेजक आगि हमरेटा नै घर-घर लगै छइ।"




बेटी-

“माए दहेज लेनाइ-देनाइ दुनू पाप अछि,

तलाक नर्कक्ँ स्वर्ग बनबैक मार्ग अछि,

एगो सुयोग जीवन-साथी हर बेटीक अधिकार अछि।

माए-

“चारि आखर पढ़ि तूँ हमरा सिखाबए चललँह,

युग-युगसँ चलैत आएल परंपरापर तूँ ओंगड़ी उठबए लगलँह।

एक बेर जे छोड़ि दइ पतिकँ ओ राँर कहाबै छै,

एहेन पापिनी तँ नरकोमे नै जगह पबै छइ।

नै बाज किच्छो, तोरा वाणी सँ दुषित पूरा गाम हेतै,

जो डुमि मरिहँ केतौ, हमर कोइखक उद्धार हएत।”

बेटी-

“माए तुहों तँ एगो बेटी छीही?

फेर अपन बेटीक दर्द किए नै बुझै छीही,

नारी बनि किए नारीकँ असहाय करै छीही।

जे परम्परा जीवैक अधिकार छीनि लइत

ओकर हाथ किए पकड़ै छीही।

जइ बेटीक खुशीले तूँ

दहेजक दलदलमे फँसल छँह,

आइ वएह बेटीकँ मरैक श्राप करै छीही।




तूँ सच-सच बता दे माए,

हमर खुशीले तूँ निलाम भेलँह

आकि अपन परम्परा प्रतिष्ठाले।

तोरे जकाँ माए-बाप

दहेजक बिहाड़ि उठेलकै

एकबेर देखि माए, ई बिहाड़ि

केतेक बेटीकेँ जिनगी उजारलकै।

ई कोनो प्रतिष्ठा नै, पाप छिऐ

जेकर जननी कियो ने

माए-बाप छिऐ।

आबो बन्न करू मुट्ठी

तबे मिलत बेटीक श्रापसँ मुक्ति।''

माए-

''बेटी हम नीन्नसँ सूतल छेलिऐ,

घोर अन्हारमे डुमल छेलिऐ

नै चिनहलिऐ ऐ दानवकेँ

नित सेवा करि नमहर केलिऐ

आइ देखलौं ऐ भोंकारकेँ,

खोइल ई परम्पराक पट्टा

दहेज मुक्त बनाएब अपन समाजकेँ।

बताएब जन-जनकेँ की,




पुरुख सत्तात्मक समाजमे

महिलोकँ अधिकार छै

जब पुरुख कऽ सकैए पुनर्विवाह

तँ महिलो लेल नै कोनो रिति-रिवाज छइ।

स्वतंत्रता हर बेक्तीकँ जन्मसिद्ध अधिकार छइ।”

एहेन समाज

घुमि एलौं पूरे संसार

तैयो रहलौं घरसँ अंजान!

62 बर्खक बाबा केलक चुमौन

15 बर्खक नवालिकसँ

कहू केहेन भेल मन।

करियाक बिआहक

भेल चारि साल!

सात गो खून केलक

नै भेल कोनो केस-फोदारी

गर्भेमे मारैत गेल

बेटीक गला घोटैत गेल

ई दुगो हर साल।

मास्टर-साहैब अपन

दुनू बेटीकँ घरमे बैठा




चुल्हा-चौका करबैत अछि

अपन घर अन्हार करि

केना दोसरक घर इजोत करैत अछि।

ई कोनो एक जगहक नै

हर कोणक दृश्य अछि

हमरे ऐ अगल-बगलमे

घटित भऽ रहल यथार्थ अछि।

सुरज दादा

*बाल-कविता*

माए केहेन ई सुरज-दादा छै

किए नै ई कोनो स्कूल जाइ छइ।

जब प्राणीकँ कष्ट देनाइ पाप छै

तँ फेर ई किए पाप करै छइ।

जाड़मे नुकाएल रहै छै

गुमारमे जड़बै छइ।

माए तुहीं एकरा समझाबिही

ई किए नै केकरो बात मानै छइ।

चन्दा मामा जकाँ ईहो

किए नै काज करै छै?




माए- बौआ नै तूँ बुझबहक

अखैन ई राज

धैन ई दादा जे चलैत अछि सभ काज।

पढ़ि-लिखि जब तूँ नमहर हेबहक

सभ गुत्थी अपने सुलझेबहक।

असिम शक्ति छै हिनका लग

अपार गुण हिनकामे विद्यमान छै

तँए तँ पहिल अर्घ हिनका दऽ कऽ

जग नत-मस्तक होइ छइ।

सियान भेल हमर खेल

अँगना-अँगना ढोल बजैए

सभ खुशीमे झुमैए-गबैए

बाबू हमहूँ अपन गुड़ियाक बिआह करब

ईहो नमहर भेल जाइए।

आजन-बाजन हम मँगाएब

गहना-जेबर गड़हएब

लहंगा पहिरा अपन खुशीकेँ

हम दुलहन बनाएब।

गाम-गमाति न्योंत पठाएब।

अँगना-अँगना ढोल बजैए

सभ खुश

सभ धी-सुआसिनकेँ मंगाएब

सोहर-समदौन गाबि कऽ

अपन दुलारीकेँ सासुर पठाएब।

पर बाबू केकरा संगे हम

एकर बिआह रचाएब

ऐ लोभी समाजमे

केना एकरा दहेजसँ बँचाएब।

नै लगाएब हम सियाकेँ मेहदी

कोनो बेपारिक रंगसँ

नै उठाएब हम सुहागक चुनरी

जे रंगल होइ दहेजक कलंकसँ।

महगाइक खेल

टमाटर अपन रंग देखा

सभकेँ ललचबैए

पिऔजक बात की कहूँ

भाग तँ छिलके

तैयो कनाबैए।

बढ़ल जाइए दूधक दाम




धानक खेत भेल बीरान

गरीबक रोटीपर

अखरे नून ओँघराइए।

केतौ बंजर तँ केतौ दहार

नै अछि खुशी

नअ केतौ बहार।

रूपैआ तँ आब

झुटका भेल

कऽ रहल अछि

सभ नेता ई खेल।

देख कऽ देशक समस्या

मन गरमाइए,

सोचि कऽ देशक भविस

जी घबराइए।

सुखद अछि ई मिलाप

पागलपनसँ सुसज्जित

प्रेमक गाथा

देखलौं अम्बरकेँ झुकबैत

समुद्रक आगू माथ।

ई प्रेमक हर्ष अछि

या मिलनक उत्तेजना

जँ उफनैत अछि लहर

झुमैत अछि हर एक बून

चुमैले ओइ अनन्त अकासक अँगना।

ठाढ़ समुद्रक कछेरमे

बहुत दूर-दूर तक

देख रहल छी

आनन्दमय दृश्य हम।

झूमि रहल अछि जलपरि

हर्षित अछि सुरूज

पहिरा कऽ अपन

रंगक ओढ़नी

साक्षात् भेल ऐ प्रेमकेँ

देख रहल छी

ई मनमोहक दृश्य

समुद्र आ अकासक मिलाप हम।

सान हमर मिथिला

हम मिथिला वासी

पहचान हमर मैथिल छी

हमर संस्कार सीता




भक्ति हमर उगना छी।

कहैए दुनियाँ हमरा

तूँ तँ उज्जर बालुमे सिमटल छँह

नै छौ कोनो सुख-सुविधा

तूँ तँ पाइ-पाइले तरसल छँह।

ने नीक स्कूल छौ ने कौलेज

तूँ तँ रोजगार ले भटकै छँह

जे किछु छौ तोरा ले

सेहो भ्रष्टाचारमे घिरल छौ।

पर हम यएह कहै छी की

हमर मिथिलाक संसारमे

पहचान अलग छै

करोड़ोक बीचमे ठाढ़

ओकर सान अलग छइ।

एकर कला-कृति

विदेशमे सराहल गेल

एकर सभ्यता-संस्कार

देशमे सम्मानित भेल।

हमर मेहनतक आगू

दुनियाँ नत्मस्तक भेल

जब उज्जर रेतमे

हरियरी लहलहा गेल।




असुविधाक बादो

केतेक विद्वानक जन्म भेल

नै छी पाछू किच्छोमे

नून-रोटी खाइ छी

दिन-राति कमाइ छी

बाल-बच्चा परिवार संग

गर्वसँ स्वर्गमे जीवन-यापन करै छी।

विरह

प्रेम संगे विछोह

किए रहै छै

सौन अबैत केतेक झूला

सुन्न परि जाइ छइ।

कोनो घर हंसै छै

तँ कोनो नोरसँ डुमै छइ।

केतौ धरती तरसै छै

तँ केतौ मन तरपै छै

ने सजनीक मन

साजन समझै छै




ने धरतीक पियास

बादल बुझै छइ।

कहने छै कोनो कवि

“सौनो कहियो प्रेम केने छेलै

अपन प्रेमीक नाओं बादल रखने छेलै

जब कनै छेलै दुनू एक-दोसरक वियोगमे

तँ लोग ओकर नाओं वर्षा देने छेलइ।”

पर जखन वियोगक अग्निमे

झुलसए लगलै धरती

तँ लोग ओकर नाओं

उज्जर रीत रखलकै

अकाल, बंजर, सुखार रखलकै।

मुदा ऐ वियोगकैँ

की नाओं देल जाए

प्रीतमक प्रतीक्षामे

भऽ रहल छै पाथर मन

एकरा कोन आस देल जाए।

आब तँ ई सौन चिढ़ाबए लगलै

कारी मेघ हँसए लगलै

मिलनक आसमे गहन लगलै

बज्जर पूरा देह भेलै




कान्हा जबसँ गेलै

केतेक गोपी बौक भऽ गेलइ।

देशक राजनीति

दिन-राति फेक रहल छी पासा

तैयो नै खेलक बोध अछि,

ई अहाँक नै शासनक दोष अछि।

नित लड़ै छी झगड़ै छी

अपन एकता छीटै छी

जब-जब घरमे भेदिया पोषैत अछि

तब लंका जकाँ स्वर्ण भवन

छौरक ढेर बनैत अछि।

कहियो पूब, कहियो पच्छिम

कहियो उत्तर, कहियो दक्षिण

मुँह बौने ठाढ़ अछि

कहि फेर हुअए ने कैद चिड़िया

पिंजरा चारुकात अछि।

नै अछि आइ बापू कियो

न अम्बेदकर, न पटेल

न कियो निस्वार्थ राष्ट्रवाहक अछि,

खण्डित भऽ रहल देश अछि




टुकड़ा-टुकड़ामे बसैत अहंकार अछि।

आबो समझू राजनीतिक राज

मेटाउ आपसमे कलह-विकार

नै तँ अहिना पार्टी-पार्टी बँटैत जाएत

सभ अपनेमे मरैत जाएत

वंशहीन भऽ जाएत ई समाज

सगरे उज्जर साड़ी फहराइत जाएत।

राजनीति बहुत पेचेदार अछि

कुर्सीक लालच बढ़बैत अतियाचार अछि।

विदेशी चालि

की कहब शहरक हाल

देशी मुर्गीक

भेल विदेशी चालि।

जेकरा माइक दर्जा मिलल अछि

जेकरा बिनु नै होइए

कोनो शुभ काज

ओइ माइक दशा देख

होइए पूरे देह लाज।

कॉट-झार एतए हरियरी भरैए

पर माए तुलसी




पानि बिनु सुखल जाइए।

ससुर-भैंसुरसँ भेल बेपर्दा

आँखिक लाज हराएल जाइए।

साड़ी-सूटक बात छोड़ू

टीसर्ट-स्कर्ट पहिराबा भेल

बढ़ैत महगाइ जकाँ

कपड़ा छोट होइत गेल।

पहिरन अछि सभ

एतए नकाब

केतेक करब हम बखान

की कहब शहरक हाल

देशी मुर्गीक

भेल विदेशी चालि।

बेटी किए बनेलहक विधाता!

पजेब अछि पैरमे

जेकर ध्वनि मधुर अछि

मुदा पकर बहुत मजगूत

कहैत अछि कि तूँ अजाद छँह

पर अछि सिमान;

कदम-कदमपर।




एगो एहेन देवालक जे

बनल अछि;

बिनु बालु-सिमेन्टसँ

सोचक देवाल!

चाहे असमानमे उड़ी हम

पर ओइ देवालक ऊँचाइ

नै समाप्त होइत अछि

आखिर केतेक जन्म तक

पाछू करत ई देवाल!

आ कखैन तक हम कहब

बेटी किए बनेलहक विधाता।

दुनियाँ तबाह भऽ गेल

बाबू किए एहेन

समयक धारा बदलैए

सच्चे कहै छेलै

मुसहरु काका

दू हजार बारहमे

दुनियाँ तबाह भऽ जेतै!

नित एतए अन्याय होइ छै

मनुख-मनुखकेँ




मारने फिड़ै छै

आन गोरेक बात छोड़ह

भाए भाएकेँ आ बेटा बापकेँ

कोदारिसँ काटने फिड़ै छइ।

अपने घरमे सभ हराएल रहै छै

पड़ोसी जकाँ सभ घोंसियाएल रहै छै

नै छै केकरोसँ मेल-मिलाप

घर-घर नाचि रहल छै कोन अभिशाप।

अँगनामे तुलसी सुखाएल जाइ छै

नारीक लक्ष्मी रूप हराएल जाइ छै

नै डरै छै कियो भगवानसँ

नित गिरै छै अपने इमानसँ।

ईमानदारी लुप्त भऽ

बेइमानी उजागर भेलै

झूठक खेती पनपैत गेलै

मनसँ मन दूर भेलै

सच देखहक बाबू यएह छिऐ

ठीके दुनियाँ तबाह भऽ गेलइ।

अन्हार भेल जाइए देश अपन




राम राज भेल खतम

रावण राज अछि चरमपर,

देखियौ यो भलमानुस

सभ अछि ऐ करमसँ।

गरम हाथ बजबैए ताली

नरम हाथ मसुआएल अछि,

पर ताण्डव दुनू दिसन

कियो उन्चास तँ कियो पचास अछि।

सभ कहैए कि हम उत्तम,

हम इमानदार, हम सर्वश्रेष्ठ छी।

मुदा कियो नै छी केकरो

सभ-क-सभ भ्रष्टाचारी कुष्ट छी।

अपने माएकँ बेचि खाइबला

अछि सभ ऐ संसारमे,

नित बढ़ि रहल अछि महगाइ

केना जिन्दगी कटत अन्हारमे।

बाबू हम सिपाही बनबै

बाबू जहिया हम नमहर हेबह

देशक बेटा बनबह

बन्दूक लऽ कऽ सीमापर

दुश्मन संगे लड़बै।

बाबू हमरा एगो बर्दी सिआ दिअ

फौजीबला स्कूलमे

नाओं लिखा दिअ।

जे अखैनसँ हम सीखबै

तब ने असली हिरो बनबै।

जनगणमण नित गाबि कऽ

माताक चरणमे नतमस्तक हेबै

नै हेतै कम कखनो हमर सान

बढ़ेबै हम अपन देशक मान।

आगमन अहाँक

अहाँक आगमनसँ

अशान्त मन शान्त भेल

हर्षित भेल घर-आँगन

खुशी सगरे पसैर गेल।

उदास हमर मन-मन्दिरमे

अहाँक प्रतीक्षा छल

सुनैले ई किलकारी

एक-एक पल पहाड़ छल।



कमल नयन, चन्द्र मुस्कान

माखनसँ बेसी नाजुक छी

अहाँ बिनु अपूर्ण छेलौं हम

हमर पूर्णताक अहाँ पहचान छी।

सुरूज जकाँ प्रकाशमान

वायु जकाँ गतिमान

ज्ञानक सभटा सार मिलए

सुख-समृद्धि आ सम्पन्नता

सगरे अहाँकेँ सम्मान मिलए।

जुग-जुग जीबए हमर लाल

पूरा होइ सभ अभिलाषा

मीलै सभ खुशी एकरा

दिअ यएह माए हमरा अहाँ वरदान।

हरल जाइए जननि

जइ पुरुखकेँ स्त्री जन्म देलक

आइ वएह गहुमन बनि फुफकारैए

ई आन्हर 3 सालक बच्चियोकेँ

डसने जाइए।

जे औरत मर्दकेँ

रूप, आकृति, पहचान देलक



ejournal 'विदेह' २२० म अंक १५ फरबरी २०१७ (वर्ष १० मास ११० अंक २२०) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

अपन खूनसँ सींच

प्रकाशक राह दखेलक

आइ वएह औरतक जिनगी

अन्हार करैए

ओकरा बजार आ कोठाक राह देखबैए।

जइ आदमीकेँ

आँगुर पकैड़ कऽ चलनाइ नारी सिखेलक

आइ वएह नारीकेँ पएर तोड़ैए

घरक 4 दीवारमे

ओकर अवाज दफन करैए।

जे आँचर ओकरा शीतल छाँह देलक

आइ वएह आँचरमे नोर उझैल देलक।

कौआक दुलार

कियो दुष्ट कियो करिया

तँ कियो पपियाहा कहि

ऐ कौआकेँ बजबैए

पर एकर निःस्वार्थ प्रेम देख

हमर आँखि डबडबाइए।

चुइन-चुइन दाना लाइब

सभ बच्चाकेँ खिआबैए




ओ नै बुझैत बेटा-बेटी

एकर तँ दुनू अपने सन्तान अछि

हमरा मानवसँ केतेक ऊँच

देखियौ ऐ करियाक विचार अछि।

जन्मक संगे हम माए बनि

पर अन्याय करै छी

बेटीकेँ पराइ आ बेटाकेँ वंशक मान बुझै छी

झूकि जाइए मन हमर

बाँटि लइ छी प्रेम अपन

जब माइक प्रेम नै मिलल एक रंग

तब कियो केना देत बेटीक संग।

कोइस रहल छी जन्मकेँ

तीन सालक उमेर छल

तुतना लगल बोल छल

गुड्डा-गुड़िया हमर सहेली

दिन-राति करैत रही बाबा संग अठखेली।

अ-आ अखैन जननौं ने छेलौं

पएर अखैन तिति खेलैले

उठेनौं ने छेलौं

की बधि गेल ऐमे घुँघरू।




की दोख छल हमर

जे रातिक अनहरियामे

छोड़ा कऽ माइक आँचर

पकड़ा देलक बाइयक आँगुर

सीमासँ सिमाबाई बनलौं

बेटी छेलौं कहियो आइ तँ वाइफ बनलौं।

केना कहब समाज लूटलक हमरा

केलक बे-आबरू बजारमे

जब अपने कातिल भेल हमर

तँ कि करब शिकायत केकरोसँ हम।

अपने हालपर कनै छी

बेटी छेलौं तँए आइ

अपन जिनगीकेँ कोसै छी।

गाम-घर

कदिमा, भुजिया, तिलकोरक तरूआ

भँट्टा-अल्लूक झोर यौ

मन पड़ैए ओ

पटुआ साग-चटनीक मेल यौ।

आमक टुकला

पिऔजक गोला




बसिया भात आ

माछक मुड़ा

आब बुझाइए सबहक मोल यौ।

मखानक लाबा

बाबाक पनबटिया

ओरहा-डाढ़ीक खेल यौ।

मन पड़ैत अछि गामक बतिया

दिन छल ओ केतेक अनमोल यौ।

मलार

आँखि तोहर मटरक दाना

ठोर कमलक पंखुड़ि

गाल मथल मक्खन सन

मुस्कान तोहर चाँद रे।

मुट्ठीमे भाग मुनने

तूँ भाँपि रहलेँ जोगी सन

बन्न आँखिसँ देखैत छेँ

तूँ सगरे संसार रे।

चला रहल छह पएर

आगु बढ़ैले

बुझि रहल छी तोहर




तोहर मनक चंचलता

संगे मनक सवाल रे।

मुनगा

घौरछे-घौरछे झुलैए जजमान

देखैमे लगैए सुगबा साँप

भरि गाछ गछारने छै भुआ

कियो कहैए सोहिजन तँ कियो कहए मुनगा

एलै जुरशीतल

हेतै हलाल

मुट्ठीए-मुट्ठीए परसेतै भरि गाम

मुनगा तीमन ठण्डा होइ छै

आँखिक ज्योति से बढ़बै छै

फुलक तरूआ अछि लाजवाब

गाछक नै होइ छै कोनो काज

मुदा मिथिलामे छै एकर राज।

सगरे इजोत हमर मिथिला

गेल रही हम हिमांचल




भेटल एगो बाबा मांजल

कहलखिन छी गर मैथिल अहाँ

तँ करू व्याख्या

मिथिलाक सत्कार अछि किए महान?

कहलौं हम जे अछि अतिथि

हमरा लेल भगवान जकाँ।

पहिले लोटामे पानि लेने

पखाड़ब आ आचमनक रिवाज अछि

भात-दालि, तरकारी, भुजिया

तैपर तरूआ, हमर पकवान अछि।

दही-चूड़ा संगे अँचार

जानैए सभ संसार

पान-मखान विदाइक बेला

करैए अपन बखान।

छोट-नमहरकेँ सम्मान

देखेने हमर दलान अछि

जड़िकेँ शीतलता देने अछि

सिखेने हमर संस्कार अछि।

सुनि कऽ कहलखिन बाबा

अलगे छौ तोहर संस्कार

धन्य तोहर मिथिलाक संसार

जेतए उपजैए एहेन नेक विचार।

अरिकंचन

खत्ता-खुत्ती, कछेर-छापर

सुखलोमे हरिया जाइ छै

चाकर-चाकर होइ छै पत्ता

पानि ओइपरसँ ओँघरा जाए छइ।

दूगो जाइत छै एकर

हरियर बेसी आ ललका कम कबकबाइ छइ।

नै छै कोनो जी अंजान

मिथिलामे घर-घर एकरा

सभ स्वादसँ खाइ छइ।

अनेरबे ई जनमैए एतए

तँए बुझाइए अरिकंचन नाओं छै

तीमन एकर बड़ सुअदगर

माछसँ कम नै सान छइ।

की करी हम बखान एकर

सोचिओ कऽ गाल गुदगुदाइ छइ।

हमर मिथिला हमर परान




हमर मिथिला, हमर जननि

हमर ई परान अछि

देखलौं बर दुनियाँ आगू

मुदा मिथिले हमर जान अछि।

एतुक्का माटिमे सुगन्ध संस्कारक

जे नै बुझैत केकरो आन अछि

आनोकेँ अपना बनबैए

यएह मिथिलाक पहचान अछि।

एतए गोबरक होइत अछि पूजा

बगराकेँ मिलैत दुलार अछि

एहेन पावन धरती हमर

एतइ जननिक धाम अछि।

जे एला एतै बैसि गेला

कखनो राम तँ कखनो उगना छला,

देवतो करैत ऐ माटिसँ दुलार अछि

एहेन पावन हमर धरती

एहेन सुन्दर हमर गाम अछि।

नारी




निर्मल अछि ओ ममता अछि

निर्मल हुनकर दुलार

ओ नारी अछि ऐ समाजक

जइमे रचल-बसल अछि संसार।

नै मिल अनुकूल परिवेश हुनका

नै ज्ञानक सार

तैयो हेरान छी देख कऽ

केतेक उच्च आ आदर्श अछि हिनकर विचार।

सभ युगमे दबबैत आएल

नारीक कुटनीतिक ई संसार।

तैयो कहि रहल अछि आइ नारी

जननी छी हम समाजक

हमहीं बदलब एकर सोच-विचारि कऽ

पैदा करब अपन कृतिसँ एतए

मानवताक निश्छल संस्कार

निर्मल रहब हम ममता रहब

बाँटब जन-जनमे सिनेह।

जट-जटिन

जटिन-

“छोड़ि मिथिला नगरिया




बान्हि अपन ई पोटरिया

तूँ केतए जाइ छँह रे..!

जटबा केतए जाइ छँह रे...!

छोड़ि अपन सजनियाँ

तियाग कऽ सभ खुशियाँ

तूँ केतए जाइ छँह रे

जटबा केतए जाइ छँह रे...!”

जट-

“जाइ छियौ गे

जटिन देश-गे-विदेश

जटिन देश-गे-विदेश

भऽ गेलैए गैर आब

अपन प्रदेश!

साड़ी अनबौ गे जटिन

गहना अनबौ गे...।

साड़ी अनबौ गे जटिन

गहना अनबौ गे

बौआ-बुच्ची ले सेहो

नव अंगा अनबौ गे!”

जटिन-

“नै लेबो रे जटबा




विदेशक सनेस

नै लेबो रे जटबा

विदेशक सनेस

हमरा तँ चाही जटबा

तोहर संग आ सिनेह!"

जाट-

"नै रोक गे जटिन

हमर तूँ डेग

कमेबै नै तँ केना

भरब सबहक पेट!

बौआ कनतौ गे जटिन

बुच्ची ललेतौ गे

बौआ कनतौ गे जटिन

बुच्ची ललेतौ गे

जरतौ जे पेट जटिन

कोइ नै सोहेतौ गे।"

जटिन-

"घुर-घुर रे जटा

सुन-सुन रे जटा

जिद्द छोड़ रे जटा

कोइ नै ललेतौ रे जटा




हरे जटबाऽऽऽ

रे मेहनत करि नून रोटी खेबै

मुदा संगे मिथिलेमे रहबै रे जटा..!

चल-चल रे जटा

अपन देश रे जटा

अपन खेत रे जटा

मरूआ रोटी रे जटा

नून रोटी रे जटा

हे रे जटबाऽऽऽ

तूँ धान रोपीहेँ हम जलखै

लऽ कऽ एबौ रे जटा...!"

जटा-

"सुन-सुन गे जटिन

हमर सजनी तूँ जटिन

घरक लक्ष्मी तूँ जटिन

हमर जिनगीक गाड़ी तूँ जटिन

हमर ज्ञानक खान तूँ जटिन

हे गे जटनी ई ई ई...।

तूँ जीतलँह हम हारलौं गे जटिन

छोड़ि अपन देश

नै केतौ जाएब गे  जटिन




रहतै मिथिलेमे

सदैव अपन बास गे जटिन

हे गे जटनी ई ई ई...।

गै दुनू गोरा मिलि

मेहनत करबै तँ जिनगी स्वर्ग हेतै गे जटिन।"

जटिन-

"हमर साजन तूँ जटा

तोहर सजनी हम जटा

हे रे जटबाऽऽऽ...।

दुनू गोरा हँसैत

अहिना जिनगी काटब रे जटा...।"

सुखल मन तरसल आँखि

एगो सहारा छल

गरीबक,

अखरा रोटीपर

मेल पिऔजक!

ऊहो सुआद छिनाएल जाइए

खेतसँ पिऔज

हराएल जाइए।




सभटा अंगोरा

गरीबेपर ढराएल

सुखल रोटी

तेल ले ललाएल

तैपर सँ

पिऔज गुल खेलाएल।

बान्हए परतै जुन्ना

आब पेटमे,

केकरो किछु कहैसँ तँ

नीक छै यएह की

बज्जर खसाबी अपने मुँहमे।

मनुखक सौदा

लाख-दू-लाख

पाँच-पाँच लाख

पर बात होइ छै,

तिमन-तरकारी जकाँ

मनुखोक आब सौदा होइ छइ।

मास्टरकेँ दू-लाख

इंजीनियरकेँ पाँच लाख

डाक्टरकेँ दस लाख भाव छै,




जेहेन सौदा लेबहक हो बाबू

तेहेन माल दइक रिवाज छइ।

लक्ष्मी लग लक्ष्मी जाइ छै,

गरीबक घर बज्जर खसै छै,

कन्यादान बिखाएल जाइ छै,

पहिले तँ खाली बेटीए छल,

आब बापोक लहास

पोखैर-इनारमे ढेरीआएल जाइ छइ।

दानक नाओंपर प्राण मंगै छै

हमर समाज निःसंकोच ई पाप करै छै,

कहिया एकर बुधि खुलतै,

अन्हार घरसँ इजोतमे एतै,

जल्दी मुझाउ ई दहेजक आगि

नै तँ जरए पड़त सभकेँ

अइमे आइ-ने-काल्हि।

अन्मोल-बोल

*(बाल कविता)*




जलसँ शीतल मुस्कान

मिसरीसँ मीठ बोल!

सभ कष्ट दूर होइ

जे करैए एकर मोल।

कम बाजी

उचित बाजी

नै बाजी कोनो

अनरगल बोल!

जीवनमे आनि नीक आचरन

जे अछि अनमोल।

करूआ बोल

कटुता बढ़ाबैए

अपनेकँ अपनासँ

दूर भगाबैए!

नै कही केकरो तितगर बोल

जे नाश करैए जिनगी

ओइ पिटारकँ नै कहियो खोल।

चलाकक दुनियाँ

आउ सुनाबी एगो बात पुरानी

जंगलमे छल एगो लोमड़ी सियानी




चलाकी आ बुद्विमानीकेँ ओ खान छल

सभकेँ चकमा देनाय ओकर काम छल।

एकबेर खाइ छल रोटी बौआ

झपैट कऽ भागल रोटी कौआ

जा कऽ बैठल लोमड़ी आगाँ

देख कऽ रोटी

लोमड़ी लोभाएल!

भरि-भरि मुँह ओकरा पानि आएल

पबैले रोटीकेँ

चलाबी कोन तीर ऐ बुद्धूपर।

कहलक जेतेक सोहनगर

रंग तोहर कौआ

ओहोसँ मीठ तोहर बोल रे,

कान हमर तरैस रहल यऽ

सुना तूँ कोनो राग अनमोल रे।

मुर्ख कौआ फुइल गेल

अपन प्रशंसा सुनि सभ भूलि गेल।

जखने कहलक काँव-काँव

रोटी कहलक हम जाँव-जाँव

ओकर भूखल पेटकेँ तृप्त काँव-काँव।

बून-बून बँचाबी हम




एलै गुमार

चढ़लै खुमार

जरलै धरती

फटलै दराड़ि।

बून-बून-ले

फेर सभ तरसतै

हेतै सभकेँ सभ बिमार।

सुन रमुआ, चल डोमरा

करी हम एगो काज

अखनेसँ हम बरखा

पानि जमा कऽ

बुझाबी हम धरतीक पियास।

तब नै ई दराड़ि फटतै

नै कोनो अपदा घटतै

आइएसँ हम अपन

काल्हि बनाएब,

अपन देशकेँ

सुखारसँ बँचाएब।

जिनगीक मरीचिका

लटैक रहल छल

घौरछा गाछमे

रसभरल मीठ आमक

लोभी मन

ललचाइत जी

कहलक तोड़ि खाइ एकरा

मुदा कि करी

भय छल पहरुक।

मन नै मानलक

पाइन मुँहमे भरि गेल

फेर सोचलूँ

बस एगो तोड़ू

तँ डर केहेन

यएह तँ निअम अछि संसारक।

सभ खाइत अछि

नुका कऽ

कखनो घरमे

तँ कखनो बाहरमे

ऊँच, नीचसँ बनैए

एतए सभ अपन




अही पथपर तँ चलैत अछि

सभक सभ।

पर सच जे अनभिग अछि

सभसँ ई अछि

ई मीठ फल नै

जहर अछि कोनो

जे बदलि रहल अछि

हमर विचार आ

हमर संस्कार

जे दऽ कऽ अपन मिठासक लालच

झोंकि रहल अछि

धधकैत भट्ठीमे।

जिनगीक बाटमे

ऐत नित्तहु केतेक मरीचिका

पर सीखब हम अकरेसँ

संघर्षक रोज नव तरीका।

तकैत जिनगी कड़कटक ढेरमे

देह सुखल

पेट हाड़ी

आँखि दुनू लाल छल।




टुकुर, टुकूर

ताकैत छल हमरा दिस ओ

ओकरा मुँहपर

अनंत सवाल छल।

पटनाक रेलवे लाइन पर

ठाढ़ निर्बोध बच्चा

फटल पुरान लटकौने

टाँगने छल एगो बोरा

अपन पीठ पर

देखि कऽ ओकरा एना लागल जेना

ताकि रहल अछि अपन जिनगी

गन्दाक ढेरमे।

पर नै जानि केतेक निर्बोध

अहिना जनमैत अछि ऐ संसारमे।

नित ताकैत अछि अपन मंजिल,

अपन भविष्य

अहिना कड़ा कड़टक ढेरमे।

संकल्प-2

छोड़ि जाएत माझी पतवार

उफनैत जिनगीक राहमे




अछि हसरत हुनकर कि,

थामैए पतवार हुनके अंश ऐ मजधारमे।

छी गर अहाँ कृति हुनकर

तँ राही बनू ऐ राहक

उठाउ पतवार आ माझी बनू

जिनगीक अपन राहक।

आएल छी अहाँ जेतए तक

ओइसँ आगुक कल्पना करू

देख रहल अछि राह लक्ष अहाँक

मुस्कियाइत ओइ पारमे।

छोड़ि कऽ मोह वट वृक्षक

समना करू हवा आ पानिक

तब बनत बेक्तीत्व अहाँक

अहाँक नामसँ ऐ संसारमे।

अहाँ अगर अंश छी हुनकर

तँ बुझाइ नै कहियो ई दीप

जे छोड़ि गेल अपन सभ किछु

बस एगो अहींक बिसवासमे।

ठमकल शब्द




रूकि जाइत

ई हवा

ई दृश्य

ई बहार, दुनियाँक

हम

भऽ जाएब विलीन केतौ

रूकि जाइत ई कलम

आर

हरा जाइत शब्द केतौ।

नै उठत

वेदना मनमे

नै उमड़त भावना कोनो।

जब जाएब

चुपचाप एतएसँ

तँ मेटौ जाएत

सभ इच्छा मनक

ने आएब हम

याद केकरो

ने करब हम याद किनको

ओइ अज्ञात सफरमे

नै मिलत संगी कोनो

बरसैत मेघ, चिलमिलाइत धूप




सबहक बीचमे

रहब हम असगर ठाढ़

ने लऽ जाएब, ने छोड़ि जाएब किछो

बस एगो डिबिया जे जरत

ऐठाम सदखन, सबहक मनमे

हएत ओ हमर कृति,

हमर करमक ज्योति।

दहेजक बिहाड़ि

कहिया तक रहबै हम

समान यौ भैया

कहिया मिटतै ई अभिशाप यौ

हमरो तँ परमतमे भेजलक

मुदा अबैत ऐ संसारमे सभ हेय कऽ देखलक

कियो कुलक्छनी तँ कियो कलंकनी कहलक।

भैयाकेँ दुलार केलक

हमरा धुतकारि कऽ माए भगौलक

दिन-राति हम माइक हाथ बँटाएब

बाबू-दाइक सेवा करै छी

तैयो किए ई फटकार सुनै छी!




सुनि रहल छी सबहक मुँहसँ

दहेज बिनु नै हएत हमर बिआह

जे थामत हाथ हमर

बाबू भरत पहिले जेबी ओकर।

हम बेटी छी आ कि समान

जे गाम-गामसँ औत लोक

करैले हमर दाम।

आब सजबए पड़त सभ बेटीकेँ

अपन आत्मदाहक समान

आरो कहिया तक पिसाइत रहतै

बेटीक समाज।

हराएल हमर रूप

जब एलौं तँ रुइया छेलौं

कोमलताक सागरमे डूबल छेलौं

सिनेहसँ छुबै छल सभ हमरा

हम सपनामे सूतल छेलौं।

अंजान छेलौं दुनियाँक साँचसँ




ऐ घोल-फचक्का, ऐ धधकैत भट्ठीसँ

छीनि गेल ओ स्वरूप

देलक दुनियाँ हमरा नव रूप।

देख कऽ दुनियाँक रंग

काँइप रहल अछि हमर अंग

छल, कपट, धोखाधरी

सभ अछि सबहक संग।

केतेक अरब रामक आबए पड़तै

करैले एतएसँ पापक अन्त

देख कऽ ई हम छी दंग,

आइ सबहक मनमे बसल अछि

हजारो रावणक अंग।

विदाइ

जो गे बेटी,

आब कि निहारि रहल छैँ

नोराइल आँखिसँ केकरा ताकि रहल छैँ।

एतए तक लिखल छेलै संग

अतै तक छेलियौ हम तोहर बाप।




एक जन्म तूँ एतए गमेलेँ

हमरा संगे सभ सुख दुख हँसि कऽ बितेलेँ

अहिना तूँ ओतौ रहिहेँ

खुशीक दीप जरइहेँ

केलियौ आइ हम तोरा पराइ

मन कनैत अछि

ठोर हंसैत अछि

कऽ रहल छी आइ तोहर विदाइ।

जड़ैत ज्योति

माए गे,

केतेक दिन तक हम बच्चा रहबै

बकरी संगे खेलैत रहबै

हमरो दुनियाँकेँ

जानैक एगो मौका दऽ दे

माए हमरा बस्ता दिया दे।

छै छोट हमरासँ

मालिकक बेटा

अंगरेजियेमे फटर-फटर करै छै

हम नै बुझै छी

आ-आ सन कोनो अक्षर

माए गे,




हमरो स्कूल जाए दे।

मालिकसँ जा कऽ तूँ कहि दही

नै चरेबै आब हम

भैंस हुनकर

नै खेबै तरकारी, रोटी

हमरा नूने रोटी खाए दे

मुदा माए गे,

हमरा तूँ पढ़ैले जाय दे।

पढ़ि लिख हम

अफसर बनबै

तोरा-ले नब साड़ी अनबौ

बाबूक बुरहक सहारा बनि

हम दुनियाँमे नाम करबै

माए गे,

आब हमरा अपन भविष्य बनाबए दे

हमरा जिनगी समारऽ दे।

बेटी

बेटी अभिशाप नै वरदान अछि।

तिलकक बिहारिसँ

बेटीकँ नै बहाबू




ई छी घरक लक्ष्मी

हमरा नै समान बनाबू।

नै अछि ई बोझ

नै अभागी

शक्तिक ई प्रतिरूप अछि

एकरा नई शापित बनाबू।

दुर्गा, काली, लक्ष्मी, सरस्वती

संगे सीतो अइमे समाइल अछि

बेटीए-क आँचरमे मनुखक काल्हि अछि

हमरा नै कलंकित बनाबू।

दहेजक आगि

सुनथुन यै सासु-माए

हमहूँ छी किनको बेटी

हमहूँ किनको दुलारी छी

हमहूँ 9 महिना किनको कोइखमे

आस आ ममतासँ भीचल छी।

नै बुझियौ आन हमरा

हमहूँ एगो माइक अंश छी





लऽ कऽ आइल छेलौं

आश एगो कि,

माएकेँ छोड़ि, माए लग जाइ छी।

बाबू छोड़ि बाबू लग

यएह अभिलाषा बनेलौं हम

सपना सहेजने एलौं हम।

बाबू हमर अछि गरीब

बेटीक कन्यादान कऽ कए

तँ राजा जनको भऽ गेल छल फकीर

जब हृदयक टुकड़ी सोंपि देलकैन

तँ कि आगाँ चाह रखैत छी।

दहेजक खातिर केतनो बेर अहाँ हमरा जरैब

तैयो नै अहाँ अपन

एक बितक पेटक अग्निकेँ बुझा पएब

छोड़ू ई लालच, मोह

अहूँ तँ केकरो बेटी छी।

आइक नै तँ काल्हिक चिंता करू

घरमे बेटी अछि अहूँक जवान

अपन नै तँ ओकर चिन्ता करू।

ओइ पार




तूँ बता रे खेवैया

कि छै ओइ पारमे

माए, बाप, भाय, बहिन

अपन, पराया सभ नाता, रिश्ता

मिलतै ओइ संसारमे।

सुनै छिऐ राजा हुअए या रंक

छोड़ऽ पड़तै सभकेँ ई देहक संग

तूँ बता रे माझी

बिन देहक वएह मलार

मिलतै ओइ संसारमे।

नै मंजिलक अछि खबर

नै रस्ताक पहचान

तूँ बता रे खेवैया

अन्हार रस्तापर चलैत हम

कोनो रस्ता बना पेबै

ओइ पारमे।

## नेताजी

सफेद कुर्तामे हमर नेताजी

हाथ जोड़ि, नतमस्तक नेताजी

जुबान खामोश, अबोध नेताजी




देखियौ आइल हमर गाम

हमर पालन हार, नेताजी।

मंगैले भीख

आश लगौने नेताजी

भिखक नाम पर

खून माँँगैत अछि, नेताजी।

केतेक सालसँ हम सभ चुसाइत छी

आब बस पाइन अछि देहमे

यौ नेताजी।

बुझि रहल छी करतूत अहाँक

धप-धप वस्त्रक भीतर

कारी मन अहाँक नेताजी।

केतनो खाइ छी तैयो

दैतक खूनल पेट नै भरैत अछि

अहाँक नेताजी।

जँ फेर पकड़ा देब बन्दूक

हवलदार बनि

हमरे सभपर दहारब अहाँ

यौ नेताजी।




पहिल बरखा

छुबि हमर मनकेँ
गुदगुदेलक ओ प्रेमसँ
छुलक हवाक झोका हमरा
अपन शीतलताक मलारसँ।

छीट रहल छल चाँद-चाँदनी
जे थपथपैलक हमरा गालकेँ
अपन ममतामय दुलारसँ।

झमैक कऽ आएल कारी मेघ
नहा कऽ गेल ऐ संसारकेँ
अपन होठक मिठाससँ।

छुबि कऽ हमर अंग-अंगकेँ
चुइम कऽ धरतीक कण-कणकेँ
पुचकारलक सहलैलक
अपन सिनेहक बरखासँ।




किसान

होइत भिनसरे

अजबे ओरियान छै हमरा गामक

कियो पकैड़ बरदक जुआ

कियो खाइए रोटीक संग नून

दौड़ल अपन काम पर।

सभ परानी माइट संगे

अपन जीवन बीतबैए

बच्चा तँ बच्चा

बड़को अहिना पोसाइए।

दिन-राति मेहनत करि ई

धरतीक कौइखसँ अन्न उपजाबैत अछि

नै कोनो थकान एकरा

नै केकरोसँ शिकाइत अछि।

एहेन निर्मल अछि

हमर किसान जिनकर

दान आ संतोषे

संस्कार आ पहचान अछि।




समाजक विडम्बना

देख कऽ ई समाजक विडम्बना

बिआहब आब हम धिया केना

चारपर खढ़ नै पेटमे अन्न नै

नै अछि संगमे एक्को अना!

मांग भेल ड्राइवरकेँ लाख

मास्टर आ डाक्टरक नै पुछूँ बात

दिनक उजयारि भेल कारी, भेल घनघर राति!

ई हमरेटा नै

जन-जनक खिस्सा अछि

बेटीबला केँ मलिन छै

बेटाबलाकेँ हँसैत मुखरा अछि

नन्हिटा धिया हमर भेली आब सयानी

तिलकक ऐ युगमे बिआहव केना बिटिया रानी

बहि रहल यऽ अभिलाषा सभ, जेना मुट्ठीमे पानि।

दर्दक टीस

पहाड़ जकाँ दु:ख

देलक पहाड़

एहेन एबकी आएल अखाड़

सगरे मचल हाहाकार।

केतए गेल सभ देव

केतए नुकाएल दुःख हरता

कुहरा कऽ जन-जनक

धियान मग्न भेल रक्षण कर्ता।

माइक सुन भेल आंचर

केतौं हराएल नुनुक बोल

असगर छोड़ि बुढ़ बापकेँ

बिछुरि गेल बेटा अनमोल।

बाबा-बाबा करैत

गेल केतेक प्राण

किए ने बचेलौं हे बाबा

अपन भक्तक अहाँ जान।

रोकू किये ऐ बाढ़िकेँ




और केतेक जानक बलि

देबै यो महा मनुख,

किया बनैले चाहै छी भगवान

देखियौ अहींक करनीसँ

समसान बनल उत्तराखण्ड प्रान्त।

पहाड़क छाती चीर कऽ

ओकरा घाइल अहीं केलिऐ

नदीकँ हाथ-पएर काटि कऽ

ओकरा अपाहिज सेहो बनेलिऐ

गाछ-बिरीछ काटि कऽ

छत हीन माए धरतीकँ केलिऐ

शुरू केलिऐ अहाँ

विनासक लिला

सभ ताण्डव ठाढ़ अहीं केलिऐ।

आब प्रकृतिसँ खेलवारि

करैक सजाए देखियौ

नदीक हुहंकार सुनियो

बून-बून-ले केतौ तरसैत धरती

तँ केतौ वएह बूनमे डुमैत जान देखियौ।

ऐ असंतुलिताक कारण अहाँ छी

किए अहाँ बनैले चाहैए महान छी




आबो खोलू अपन केवाड़

कहि पूरा दुनियाँ ने बनि जाए श्मशान-घाट।

नोराएल आँखि

उजरल घरमे पोखैरक पानि

पीब रहल अछि अखनो लोक

पुछि रहल अछि निर्बोध बच्चा

कहिया तक भोगबै हम ई सोग।

केना उजरल घर बसतै

केना एकर नोर सुखतै

और केतेक दिन

अहिना भोगतै ई भोग।

सबहक दाता वएह एगो माता

जिनकर अछि समान पूत

कियो कहाबए हिन्दू-मुस्लिम

आ कियो अछूत।

भाय-भायकेँ जातिमे बाँटि

धुतकारैत देखैत छी समाजमे

की कहब हम ई विडम्बना




केतेक चोट लगैत अछि कोढ़मे।

किए छी हम अछूत

वएह विधना हमरो बनौलक
वएह रँग-रूप-गुण देलक
पर अबिते ऐ संसारमे
परजाति कहि कऽ सभ धुतकारलक।

पहिले जाति बारि कऽ गाम बँटलक
मनक संग पाइनो बँटलक
नै कियो बुझलक हमरा मनुख
देख कऽ सभ मुँह फेरलक।

कहू मुदा हे बुधिजीवी
हमरेसँ सभ उद्धार होइए
हमर बनेलहा दौरा देवताक
माथपर चढ़बैए!

एक्के धरतीपर
सभ जन्म लेलौं
वएह माटिपर सभ ठाढ़ छी




तँ हम किए अछूत कहाइ छी!!

भ्रष्टाचारक परसाद

एगो खेल खेलैत देखलौं
स्कूलमे
हरा गेल छल खिचरी
सभ प्लेटमे।

देख कऽ भेल अचम्भा
पुछलौं सर ई कोन अछि
जादू-टोना
सर कहलखिन
कि कहब हम केहेन अछि
भ्रष्टाचारक मारि
अबैए तँ यऽ भरल प्लेट
मुदा मिलैत अछि यएह जादूक खेल।

एक मुट्ठी बड़का बाबू
एक मुट्ठी छोटका बाबू
दू मुट्ठी अफसर साहैब





आ झपटैत अछि

तीन मुट्ठी कलर्क बाबू

देखते-देखते गाममे फकाइत अछि

मुट्ठी-मुट्ठी अहिना बँटैत अछि।

जेकरा देखू टक लगेने अछि

कहै छैथ हमरा दिअ

ई तँ सत्यनरायण भगवानक परसाद अछि।

तब हँसत तुलसी

हम एक पुरुखक बेटी छी

एक पुरुखक बहिन

एक पुरुखक पत्नी

तँ एक पुरुखक माँ

हर पग-पग पर

हरेक संघर्षक बीच

हरेक सुख-दुखमे

हरेक रूपमे हम पुरुखक संगे ठाढ़ छी

हमरो मुँहमे वएह जिह्वा अछि

हमरो दृष्टि वएह देखैत अछि

हमरो दिमाग वएह सोचैत अछि




हमरोमे वएह साहस या हौसला अछि

आइ पुरुखक संगे चलैमे हम समर्थ छी

तँ फेर किए आइयो

कए साए-मे सँ पचहत्तैर महिला

घरेलू हिंसाक शिकार अछि

ई हमरा लेल नै

हे बद्धिजीवी अहाँले लाजक बात अछि।

आबो जागु हे मानुस

विकसित अपन विचार करू

नारीकेँ परितारित करनाइ छोड़ू

नव युगक निर्माण करू।

जेतए नै हएत नारिक इज्जत

ओइ समाजक केना विकास हएत

केना रहत हँसैत तुलसी

केना आँगन खिलखिलाइत

माइक पूजा पहिले करि

नतमस्तक भऽ मन झुकाए

देखयौ फेर काल्हि अपन

केतेक सुन्दर अछि हँसैत खेलाइत।

शिल्पकार




आइ हम देखै छी जइ दिस

वएह दिस ठाढ़ एगो शिल्पकार अछि

दौड़ रहल यऽ सभक सभ

ऐ रेसमे लऽ कऽ अपन औजार

कहि रहल अछि देब हम संसारकेँ

नव रूप रंग आकार।

मुदा केकरो नै

टोहैत देखै छी अपनाकेँ

नै निखारैत अपन

प्रतिभा आ गुणकेँ।

ई संसार तँ परिपूर्ण अछि

लोभ मोह आ भयसँ अछि दूर

तखन एकरा हम की देब अकार

रूप रंग आ प्रकार।

बनबैक यऽ तँ बनाउ

अपन प्रतिमा अपन ओजारसँ

निखारू मानवता खुदमे

अपन उच्च विचारसँ।

यादि गामक

गामक बर मन पड़ैए

पिपरक गाछ

पुरबा बसात

पिअर सरसो मन पड़ैए।

लटकल आम

मजरल जम

गमकैत महुआ मन पड़ैए।

धारक खेल

कदबा खेत

रोटी-चटनी मन पड़ैए।

बाधक झिल्ली

मुठिया धान

पुआरक बिछौन मन पड़ैए।

घुरक आगि

पकैल अल्हुआ

ओ गपशप मन पड़ैए।

गामक बर मन पड़ैए।

आशाक किरण



अखार बीतल

सौन बीतल

बीतल जाइए

भादबक फुहार

सुइख गेल सभ

इनार-पोखैर

नै बरसल ऐ बेर एको अछार।

बज्जर भेल

माँ धरती

कारी सभ

गाछ-पात

कोन पाप भेल

हमरा सभसँ

आबो तँ बताबह हौ सरकार।

नै खाइले अन्न

आ ने मिझबैले तरास

एना कहिया तक बिताएब

और केतेक मास

आब समटऽ

अपन भाभट

दए हमरा सभकेँ

जीबैक अधार




हे भगवान तूँ

बरसाबए पानिक बौछार।

नारीक पहचान

देख कऽ चिड़ै-चुनमुन

मन होइत छल कि

हमहूँ उड़ी अकासमे।

जा कऽ देखी

घरक बाहर

की अछि

ऐ संसारमे।

भैया संगे हमहूँ

जाइतौं स्कूल

ओझराएल रहितौं किताबमे।

मुदा जब निहारै छी

अपन दिस

छल बान्हल जंजीर

पैरमे।

माए कहलक

हमर मान आ बाबूक पगरी

छौ दुनू तोरे हाथमे।




नैनटा

हमर उछलैत मन

मरि गेल विडम्बनाक ऐ संसारमे।

सपना देखैसँ पहिले

जगा देलैन

सुनि माइक वचन

बहुत कचोट भेल मनमे।

हम बेटी छी

आकि अवला

जे चुप रहैक यएह इनाम मिलैत अछि

पुरुख सत्तातमक ऐ समाजमे।

आजाद गजल- 1

मनमे आस सफर लम्बा अन्हार बहुत

पनैप रहल अछि मनमे सुविचार बहुत

नै डर अछि मिटै कऽ हमरा एको रती

बढ़ैत ने रहए चाहे ई अतियाचार बहुत

माथ उठा कऽ चलैत रहब हम सदिखन

मनमे अछि घुमि रहल धुरझार बहुत




बेदाग रहत चुनरी सीताक बुझल अछि से

देहमे अछि अखनो प्राण आ इनकार बहुत

चिरैत रहब अन्हारक कलेजा छी ठनने

मुन्नीकेँ मिलत अइसँ आगू प्रकार बहुत।

**आजाद गजल- 2**

मुदत्ते बाद महफिलसँ मुँह झाम निकलल

बेकार छल निकलल जेना काम निकलल

हरा गेल भीड़मे आबि कऽ ताकी निङ्गहारि

नतीजा जे छेलै निकलबाक सरे-आम निकलल

छीन गेल सरताज हमर खाली माथ हँसोंति

बेबस बनि लाचार शर्मसार अवाम निकलल

फेर सत्तामे अबैक उम्मीद नै एक्को रती

घुरब नै फेर आइ ओइ देने पैगाम निकलल

सच तँ ई अछि राजनीतिमे दाग लागल

मुन्नी अपने करमसँ कत्लेआम निकलल।




बौआ देखहक चान्दकेँ

चन्दा मामा दूर छै

देखहक केतेक मजबूत छै

नित कटै-छँटै छै

तैयो हंसैत छै

केतेक अटल निर्भय छइ।

बौआ तुहो अहिना बनिहक

दुखसँ कहियो नहि घबरैहक

गिरबहक तबे तँ

चलनाइ सीखबहक

लगतह चोट तँ

सम्भरनाइ सीखबहक

देखह ऐ चान्दकेँ

जे घटैत-घटैत मेटा जाइ छै

तैयो एक बेर नै घबड़ाइ छै

धीरे-धीरे फेर आगा बढ़ि

परिपूर्ण भऽ कऽ पुनः

अकासमे खिलखिलइ छइ।




भोरक सनेस

उठह हौ बौआ

उठू यइ बुच्चिया

देखियौ दृश्य भिनसरकँ।

भागल अनहरिया

भेल इजोत

करू स्वागत दादा सूरजक।

जतेक भिनसर

उठबहक बौआ

ओतेक नमहर हेतह दिन

कुल्ला-आचमन करि कऽ

लए आशीष अपन नमहरक।

भिनसरे नहेलासँ

मन तरो-ताजा हेतह

निरोग बनल रहब अहाँ

नै दरकार हएत कोनो डाक्टरक।

खुब पढ़ि-लिख

बौआ -बुच्ची

आगू-आगू दौड़ैत चलू

अछि अहींक कन्हापर

भार अपन देशकँ।




बेटी-लहास

एक-एक दिन बीतल

पुरल एक मास,

अन्हार घरमे

सूतल छेलौं हम

नअ मास।

देखैक बहुत

जिज्ञासा छल हमरा

ऐ घरक मालिककेँ

जे नअ मास तक

बिनु कहले मेटबैत

अएल हमर

सभ भूख पियास।

आइ भेटत रौशनी हमरा

देखब हम संसारक चेहरा,

लेब हम आइ नव जीवनक साँस

पूरा हएत हमर आइ सभ आस।

आँखि बन्द अछि

किछो देख नै सकै छी हम

मुदा महसुस भऽ रहल-ए



एगो बज्र हाथ, जे

दबौचि रहल अछि

हमर कण्ठकेँ

एगो अवाज जे बेर-बेर

हमरा कान तक पहुँच रहल अछि

बेटी छिऐ मारि दहिन!

बस रूकि गेल हमर साँस

बनि गेलूँ हम लहास।

बाल-श्रम

कुड़ा-कड़कट बीछ कऽ

बाबू नै हम

कोनो पाप करै छी,

अहाँकेँ गन्दगी

पहिले साफ करि

फेर अपन पेटक जोगार करै छी।

बाल-श्रम अछि जुलुम

बड़का-बड़का पोस्टरमे पढ़लौं

पर अफसर आ नेतेक घरमे

नित काज करैत एलै

जब पेटक आगि धधकैत अछि

तब ने कोनो

कागज-कलम सोहाइत अछि।

चोरी-चपाटीसँ तँ नीक

मेहनत करि दूगो रोटी खाइ छी।

फगुआ

सभ मिलि करैए हमजोली

कान्हा संग गोपी

खेल रहल अछि होली।

नील-पियर, लाल-हरियर

अछि सभ रंग सुनेहरा,

आइ बेरंग नै रहैए कियो

चाहे धोती होइ या घाघड़ा।

दादी चाउरक पुआ बनेतै

माए दही आ खीर खियेतै

बाबू देतै आशीष,

रंगा-रंग होइ सबहक जिनगी

जिबैए सभ लाख बरिस।

ई अवसर नित अबैत रहैए

ई मेल-मिलाप बनल रहैए

नै हइय केकरोसँ झगड़ा




सभकेँ बधाइ दिवस सुनहरा।

आन्हर कानून

देश-देशसँ

एलै अवाज

तैयो नै बदलल

हमर समाज।

नै होइए

एकरा दरद कोनो

नै देखैए ई

कोनो पाप

किएक तँ बानहल अछि

एकरा आँखिपर

कारी साँप।

जे डसि रहल अछि

हमर संस्कारकेँ

हमर नीककेँ

करा रहल अछि

हमरासँ नित पाप।




बून्क मोल

फाटल धरती

जरल घास

एक बून पानि बिनु

अछि सभ उदास।

नै बुझलौं हम

प्रकृतिक निअम

कानै पड़त आब

केतेक जनम।

आइ बुझितौं मोल

जे पाइनकेँ

तँ एना पियासल नै मरैतौं जाइन कऽ।

बहुत नाच नचेलौं

छन्नी-छन्नी धरतीकेँ केलौं

अपन सुविधा खातिर

धरतीकेँ सिमेन्टसँ झँपलौं

वएह अपमानक बदला छी ई

लागए नै पैरमे माटि

तेकरे जमाना छी ई

आब तँ नोरोमे नहि

पानि अबैए



जेकरा पीब हम पियास बुझाबी

बुझा रहल यऽ आइ

ओइ एक बूनक मोल

छल हमरा-ले ओ केतेक अनमोल।

करी मिथिलासँ पहचान

चलू मिथिला, सुनियौ मैथिली

केतेक मीठ ई बोल यौ

मिसरी घुलल अछि हर शब्दमे

करियौ एकर मोल यौ।

सीताक नैहर एतए

उगनाक ई प्रिय स्थान यौ

ऋषि-मुनिक भूमि ई

अछि एतए विद्वानक खान यौ।

होइत भिनसर सुगा

सीता-राम पढ़ैत अछि

बौआ नुनु कहि सभ

बात बजैत अछि

करियौ ऐ भूमिक पहचान यौ।

एतए कऽ माछ-पानक

दुनियाँ करैए बखान यौ




धोती-कुरता आ पाग

अछि पुरुखक पोषाक यौ।

ऐ धरतीपर हम जन्मलौं

अछि ओइ जन्मक

कोनो नीक काज यौ

फेर-फेर हम एतै जनमी

अछि एतबे विनती भगवान यौ।

करिझुमड़ी कोसी

दू-चारि दिन नहि

आइ सात दिनसँ

ऊपर भेल

कोसी करिझुमड़ी

सभ लेने चलि गेल।

नै खाइले

अन्न अछि

नै पीबैले पानि

ऊ डसिनिया

सभ ढेकरैत लऽ गेल।

बाउ हराएल अछि

भाय ढिस भऽ पड़ल अछि




राइते-राति आएल

एहेन निरलज्जिया जे

कुहरा कऽ चलि गेल।

नै बँचल एक कनमो किछो

नै भाय-बाप नै सम्बन्धी कियो

असगर ठाढ़ छी कछारिमे

ई कोसी करिझुमड़ी

असहाय छोड़ि हमरा

हँसैत चलि गेल।

नइ लेब आब हम दहेज

दहेजक खातिर

गिर गेलौं हम

मानवताक समाजमे।

कि कहब आब

अपन दुखरा

कि लिखल छल कपारमे।

धोती-कुरता पहिर कऽ बाबू

ठाठसँ चिबबैत पान अछि

हमरा बना कऽ पापी

आब ओ कात अछि।




पढ़ि-लिख हम

बानर बनलौं

बाबूक बातमे एलौं

दहेज लऽ कऽ

केहेन काज केलौं।

नै बुझलौं

नारीक शक्ति

नै ओकर सम्मान केलौं,

कि कहब आब हम कि

केतेक घिनौन कुकर्म केलौं।

मिथिलाक दादा

खेत बेच मन कारी झाम

मुदा खाइए माछ भिनसर-साँझ।

जमीनक मोल नै जानैए ई

पुरखा अरजलहा बेचैमे लागैए की।

बैठल-बैठल ताल करैए

पटुआ धोती पहिर घुरैए।

चुप रहि कऽ सभ नाच नचाबैए

हुक्का गुरगुड़बैत अपन काज सलटियाबैए।

फाटल जेब मुदा ऊँच शान




देखियौ मिथलाक एगो ईहो पहचान।

तैयो खुआबैए ई सभकेँ

नित पान मखान।

पाहुनक माछ

एलखिन पाहुन लऽ कऽ माछ

भदवरियामे नै अछि सुखल कोनो गाछ।

माए हम करबै आब कोन काज

केना रखबै मान केना सजेबै साज।

सुनू कनियाँ हमर बात

छानि उजारू करू ई काज।

नै केना बना कऽ देबै

रामकेँ केना उपासल रखबै।

छानि उजरतै तँ फेर बनेबै

मुदा रूसल पाहुन केना मनेबै।

पजारू चुल्हा पड़लैए साँझ

लगाउ आसन परसू तिमन संगे तरल माछ।

हमरा पागल कहैत अछि लोक




लरखड़ाइत पएर थरथड़ाइत ठोर

नसाबाज हम नै, अछि जालिम सभ लोक।

चोरी केलौं नै मुदा चोर कहेलौं

पर डकैती करि बाइज्जत घुमि रहल अछि लोक।

एक मुट्ठी अन्न-ले तरैस रहल छी

देखियौ गोदामक-गोदाम अन्न सड़ि रहल अछि लोक।

हम मेहनतो करि नै अपन पेट भरि पाबै छी

पर हमर सरकार भरल पेट अरबोक घोटाला करैत अछि

आब सोचियौ सभ लोक।

सगरे अन्हार अछि

भ्रष्ट आ भ्रष्टाचारसँ

भरल पूरा संसार अछि

कियो नै बँचल एतए

सौंसे ओकरे राज अछि।

कियो देखा कऽ लुटैए

कियो चोरा कऽ लुटैए




तँ कियो लजाए कऽ लुटैए

लूटिक एतए बजार अछि।

के कहत केकरा एतए

सभ एक प्रकार अछि

गर्भमे सिखैए भ्रष्टाचार

यएह नव युगक संस्कार अछि।

कदम-कदमपर घूस दैत मानव

ऐ दुनियाँमे अबैए

आगुओ घूसे दैत

घुसकौल जाइए

मोर-मोरपर देखबैत यएह नाच अछि

घूस दइबला सभसँ बड़का बइमान अछि।

माइक रूदन

सोचलौं बेटा

बेटी भेल

रोपलौं आम

बगुर उगि गेल।

बढ़ि रहल अछि

समाजक अतियाचार




केना बचैब हम

18 बर्ख एकर लाज।

ई हमर बोझ नहि

हमर अंश छी

जेकरा हम नैनामे बसाएब,

मुदा केना कऽ सियाही

भरल घरमे अपन चुनरी बचैब।

कलंक बेटी नहि

ई समाज अछि

जे युग-युगसँ

उज्जर चुनरीमे लगबैत दाग अछि।

चारू दिस छल लक्ष्मण रेखा

तैयो हरण भेल सीता सुलेखा।

कऽ रहल अछि

नचार हमरा

बेटीसँ दूर हमरा।

शूल बनि मनमे गड़ैए

बेटी तँए गर्भमे चुभैए

बन्द करू आब अतियाचार

बसाबए दिअ हमरा

बेटीक संसार।

ejournal 'विदेह' २२० म अंक १५ फरबरी २०१७ (वर्ष १० मास ११० अंक २२०)

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

अपना दिस निहारू

बड़ केलौं

उक्टा पेंची

अक्कर खिद्यांस

ओकर धेंस

कहियो तँ आंगुर

अपनो दिस उठाउ

अपन मनकेँ बुझाउ।

उठैए जे

एगो आंगुर केकरो दिस

तीन आंगुर देखबैए

यऽ अपने दिस।

मारू ऐ साँपकेँ

निकालू मनक ऐ काँटकेँ

जतेक साफ मन रखबै

दुनियाँ ओतेक सुन्दर देखबै।

बहुत भटकलै

खोजैले भूत

दुबैक कऽ बैठल छल

ओकरे करेजमे

बनि कऽ सूत।




नचार किसान

बाबू केना हेतै आब

पाबैन-तिहार।

बीसे-बीस दिनपर

हेतै खर्चाक भरमार

नै अगहनक करारीपर

देतै कियो पैंच उधार

बाबू केना हेतै आब

पाबैन-तिहार।

छुच्छे छाँछी रहि जेतै

अबकी चौरचनमे

मरूआ भेल अलोपित

आब मिथिलामे

केना कि उपाय करिऐ

केतएसँ करिऐ हम जोगार

बाबू केना हेतै आब

पाबैन-तिहार।

जतरामे धिया-पुता

लव कपड़ा मंगै छै

दिवालीमे फटक्का-ले कनै छै




छट्ठी मैयाक की

अरग देबै ऐबेर

बाबू केना हेतै आब

पाबैन-तिहार।

स्वच्छ समाज

छोड़ि जाइ छी एगो चेन्ह हम।

निस्प्राण भऽ गेलौं

मुदा हमर दरद सदि जीबैत रहत,

हम चुपचाप जा रहल छी

मुदा हमर चिख अहाँकेँ

हरिदम झकझोरैत रहत।

दोष हमर नहि,

अहाँक मानसिकताक छल

बुराइ हमरामे नहि

अहाँकेँ संस्कारम छल।

बेजुबान हम नहि

अहाँकेँ बना कऽ गेलौं

खामोश भऽ कऽ

अपन अवाज बुलंद

करि गेलौं।




अगर अछि अहाँमे

जिंदा कनियोँ मानवता

तँ बचाउ दोसर ‘दामिनी‘क लाज,

यएह हमर इच्छा अछि

निस्पाप हुअए अपन समाज,

करू नै समर्पित हमरापर

फूल आ मोमबत्ती गाड़ि

देब हमरा सहि श्रद्धांजलि

तँ करू संकल्प! बनाएब अहाँ

नारीकेँ जीऐले एगो स्वच्छ समाज।

माए एक चुटकी नून दऽ दे

आइ हम जनलिऐ

बेटी आ बेटामे

कि भेद होइ छै,

गर्भमे बेटी

किए गरै छइ।

नारीक दुःख

नारिये जनै छै,

तँए तँ सभ माए




बेटी जन्माबैसँ

डरै छइ।

जइ बेटीकँ माए

जीवन दइ छै,

वएह बेटीकँ

समाजक अतियाचार करि

मरैले नचार करै छइ।

बेइज्जत भऽ कऽ

मरैसँ तँ नीक

माए इज्जत कऽ तूँ

मृत्यु दऽ दे

ई पुरुख सत्तात्मक समाज छीऐ

माए जनैमते तूँ हमरा

एक चुटकि नून दऽ दे।

बेटी

छोड़ऽ काका

बेटा-बेटी कऽ

अन्तरक खेल।

सोचऽ तूँ एक बेर

बेटा-बेटी मे

की फरक भेल।

बेटा कनेतह

पर बेटी पोछतह नोर

बेटा एक कुल

मुदा बेटी दू कुल

करतह इजोर।

थाकि-हारि कऽ जब तूँ

केतौसँ एबहक काका

सिनेह बरसाबैले

आगु जेतह बेटी।

किछु दिन कऽ

मेझमान बनि ई तोरा

घर आइल छऽ

तोहर दुलार आ

आशीष लऽ कऽ

चुप-चाप चलि जेतह बेटी।

तब फटतह तोहर कोंढ़

आ अन्तर-मनसँ

एतए एगो अवाज कि

अगला जन्म तूँ फेर




ऐ आँगनमे अहियहन बेटी।

कारी-बजार

कारी-धन कारी-बजारी

कारी चादरसँ लिपटल

हमर देश अछि।

केना बेदाग करब एकरा

सगदर कारी-स्याह अछि।

निचाँ-निचाँ की देखब

जब ऊपरे अन्हार अछि

कोनो दोसर नै रंग एतए

सगदर कारी-बजार अछि।

राष्ट्रपति होए या प्रधानमंत्री

सभ कऽ सभ दरिद्र अछि

कि कहब बेशर्मी केतेक हद तक

एकरा देहमे समाएल अछि।

भगाबू ऐ दिम्मक कऽ

अपन घरसँ

नै तँ ई हड्डी तक




खाइले तैयार अछि

सोचू-विचारू अपनामे

अहीं कऽ हाथमे

काल्हिक सरकार अछि।

शब्दक खेल

चुन्नु-

“अ सँ अनार

आ सँ आम

रटैत जी थोथरा गेल,

आब नै खेलब हम

ई शब्दक खेल।”

माए-

“तँ चलू उराबए

चलि पतंग

हरियर अपन

लाल ओकर

पिअर भैया कऽ

आब कहू सभ मिला कऽ

केतेक उड़ि रहल अछि पतंग।”




चुन्नु-

“एतौ तँ अछि सवालक जाल

माए हमरा पहिले ई बता दिअ

एक सँ आगाँ केतेक होइ छै

सुलझा दिअ ई महाजाल।”

माए-

“पहिले कहू आब

कहियो नै उबबै

ऐ खेलसँ,

नै उलझबै अंकक जालसँ

तब हम अहाँकेँ सभ सिखाएब।

सभ सबालक जवाब

अहाँकेँ बनाएब।”

माए बता तूँ एगो बात

माए बता तूँ एगो बात

खोल तूँ ई मेघक राज

के सभ रहै छै ओतह

कि छै ओकरा सबहक काज।




भोरक सुन्दर सुरज

दुपहर कऽ किए जरबै छै

साँझ पड़ैत फेर

केतए हरा जाइ छइ।

राति कऽ अबै छै मामा

सजा कऽ मोतीक थार

कि ओतौ छै बहुत बड़का संसार।

कहियो देखै छी कनियेँ

कहियो बेसी

कहियो तँ साफे नै देखाइए

तूँ बता माए मामा एना किए

नुका-छुप्पी कऽ खेल खेलैए।

सुनू बौआ हमर बात

बिना पढ़ने नै खुलत ई राज

जेना-जेना अहाँ पढ़ैत जाएब

सभ भेदकेँ भेदैत जाएब।

अन्हार घरमे हत्या

हम बेटी छी तँ

हमर कोन दोष

हमहूँ तँ एगो जान छी




हमरो आँखि यऽ

कान यऽ मुँह यऽ

हम नै निष्प्राण छी।

नै चलाबू एना कैंची

हमर मन डराइए

देखियौ हमर कटल हाथसँ

लाले खून बहराइए।

अन्हार घरसँ तँ

निकलए दिअ

एक बेर तँ हमरो

ऐ निष्ठुर संसारकेँ देखए दिअ।

केना लेलक एतए जन्म सीता

ओइ रहस्यकेँ जानऽ दिअ

हमरा नै मारू

जेकरा लोक पुजै छै

ओइ माइक मुँह देखए दिअ।

बेटी

जन्म भेल तँ कहलक दाइ

भेल दू हाथ धरती तर

कियो नै सोचलक हमहूँ जान छी




कहलक दही नून तरे-तर।

बावू कपार पीटलैन

माए भेल बेहोश

जँ हम जनितौं तँ

नै अबितौं ऐ लोक

आँखि अखैन खुलल नै

कान अखैन सुनलक नै

आ बना देलक हमरा आन

कहलक कोनो अट्ठारह बर्ख

रखबिहि एकर मान।

ने केकरो किछु लेलौं हम

ने केकरो किछु देलौं हम

जे माए हमरा जन्म देलक

ओकरो मुँह नै देख पबलौं हम

अजब दुनियाँ अछि ई

अछि गजबक लोक

किएक करैत अछि एना

किएक भेजैत अछि बेटीकेँ परलोक

अबैत ऐ धरतीपर

इजोतसँ पहिल भेल अन्हार

हमहूँ डुमि गेलौं




आ डुमि गेल संसार

समाज बनल हत्यारा

बाप बनल जल्लाद

बसैसँ पहिने उजारि देलैन

बेटीक संसार।

भेल पूर आस

उमरल आएल

देखि कारी मेघ

चलि गेल धानी

पुबरिया खेत।

बंजर भूमि आब

पनिया जेतै,

मेटतै आब अपनो दुख

सगरे अन्न उझला जेतइ।

बुच्ची-ले लब आंगी अनबै

तोरा-ले लव साड़ी

अबकी जतरामे

निर्मली बजारक खेबै पकौरी।

आइ पुबारि बाध रोपबै

काल्हि पछवारि




परसू उत्तरवारि आ दक्षिणवारि

चारू दिस लहलहेतै खुशीए-खुशी

सुख-सम्पन्न हम सभ भऽ जेबइ।

भाइक सिनेह

जब छोट छेलौं

तँ केतेक सिनेह

करै छल हमरा भैया

हमर एगो नोरपर

केतेक रूप बदलै छल भैया

हाथी घोड़ा भालू बनि कऽ

मनबै छल हमरा भैया।

पहिलुक कर हमरा खिया कऽ

फेर सुगा मैना कऽ हिस्सा

सेहो खियाबै छल भैया।

पर आब एगो अलगे रूप बदललखिन भैया

भिन-भिनौजक खेल

खेला रहल छथिन भैया।

केतनो कनै छी

तैयो नै देखैले अबैए भैया।

आब हम नै खेलबै ई खेल




रहि नै सकबै भैयासँ करि कऽ झगड़ा

भगवान हमरा फेरसँ

बच्चा बना दइए

हमरा भैयासँ ओ सिनेह मंगा दइए।

अल्हर मेघ

बजबैए मेघ

तबला ढोल

बरसाबैए पानि

टिपिर-टिपिर

झमर-झमर

राग अनमोल।

सन-सन-सन

हवा सनसनाय

तन-मन कँ ओ

थिरकाबैत उड़ि जाए।

झमकि कऽ आबैए

कारी मेघ

चुमैले

धरतीक चरनकँ

तृप्त भऽ




ई अल्हर मेघ

हँसैत खिलखिलाइत

फेर अकासमे मेघ

अलोपित भऽ जाए।

सिया तोरे कारण

जनक दुलारी सिया

सहैत एलौं सभ दरद

अहाँ किए?

रानी भऽ वनमे रहलौं

पतिक खातिर

सभ सुख तियागलौं

पग-पगपर संघर्ष केलौं

सभ परीक्षामे खड़ा उतरलौं

तँ फेर ई समाज नै अहाँकेँ

अपनेलक किए?

जइ पति ले सभ

किछु अहाँ तियागलौं

वएह अहाँकेँ तियागलक किए?

किए ने विद्रोह अहाँ केलौं



नारीक हित ले अवाज उठेलौं।

सदिखन सुनै छी हम एक्के बात।

एहेन सति सीता नै बँचलै

तँ केना बँचतौ तोहर लाज?

जौं एगो सीता जे

अवाज उठैइतै,

तँ फेर कोनो सीता

नै परतारित होइतै।

चुप रहैक ई

सजा मिलैए,

केतेक सीता नित

वनवास भोगै छइ।

जाड़

एलैए जाड़

लऽ कऽ दुखक पहाड़।

केना कटत दिन-राति

केना बीतत

ई जाड़क कड़ार।

उजरल छौइन

टुटल अछि टाट




नै अछि कोनो ओहार

घरक चारू कात

अछि बाटे-बाट।

पुआरक ओढ़ना

पुआरक बिछौना

केकरा कहै छै

लोक कम्मल

केना कहै छै

होइ छै जाड़ सुहाना।

कहियो घरसँ निकैल कऽ देखियौ

एक राति अतए बीता कऽ देखियौ

ठिठुरि कऽ मरैए

लोक नित केतेक जेना।

गरीबेकेँ तँ

भगवानो मारै छै

अगर नहि!

तँ फेर पत्थरक देह बना

किए नै भेजै छइ।

जे ढाहि दइ

सरकारक भीखकेँ

अनुदानक नाओंपर

भेटैत मजाकक

इन्दिरा-अवास आ

सरकारी राहत कोषकेँ।

बन्दिश

हाथ-पएर दुनू अछि

पर नै चलि पबै छी

नै किछु करि पबै छी

जीह अछि मुदा बौक बनल छी

बस आँखिसँ देख रहल छी

कानसँ सुनि रहल छी

वेदनाक भट्ठीमे

अपन देह झुलसा रहल छी

जिंदा लहास बनि जी रहल छी

केकरासँ कही

केकरा बुझाबी कि हमहूँ एगो जान छी

कही ओइ बेवस्थासँ

कि बेवस्था बनबैबला लोकसँ

कि स्वयंसँ।

सहज ई मानि ली कि हम चुप

रहैले बाध्य छी

किएकि हम लड़की छी।




टाकासँ बिआह

काका घरमे

बाजै बधैया

होइ छै बुचिया कऽ

बिआह यौ

चारि बहिन हमहूँ छी

चारू कऽ चारू कुमार यौ।

दिन-राति मेहनत करि

रोटीए-टा कऽ करि

पबै छी जोगार यौ

छी हम महगाइ आ गरीबी

कऽ मारल

अछि बाबू हमर किसान यौ।

दिदियो कऽ देखै

लेल आएल

गाम-गामसँ केतेक ने

बरतुहार यौ

पसिन करि खाइयो कऽ गेल सबटा




तरूआ आ पान यौ।

तैयो अछि बैसल दीदी

25 सालसँ कुमार यौ।

कहलक सभ बरतुहार

बिना दहेजक केना

चलत काम यौ

हम छी बेटा बाला

अपन पैसा खर्चा करि

नै करब बिआह यौ।

ऐ युगमे लड़की

सँ नै टाकासँ

होइत अछि बिआह यौ।

काँच बाँस जकाँ लचपच उमेरिया

काँच बाँस जकाँ लचपच उमेरिया

डगमगैत अछि डेग यौ

केना भरब हम गगरी

केना चलब डगर यौ।

किया जन्मलौं ऐ धरतीपर

की छल हमर कसर यौ




माए-बाबू नीकसँ

बाइजो नै पाबलौं

बनलौं अपने हम माए यौ।

ज्ञान, पोथीक दुनियाँसँ

रहलौं जे अनचिनहार यौ

की कहब

केहेन अछि हमर जिनगी

भेल संसार अन्हार यौ।

मनक वेदना

रहि-रहि एगो

हुक उठैए

सउँसे देह दगद

भेल जाइए

आब नै बँचत मान

भऽ रहल छी हम निष्प्राण।

जिनगी बनि गेल धुँआ

हवा कऽ मलारोसँ

काँपि उठैए




सभ रूआँ।

अछि सभ रस्ता अंजान

झामर भेल मनक अभिलाषा।

केतए ठाढ़ छी

केतए जा रहल छी

नै अछि हमरा किछो ज्ञान

पर बुझैत छी हम अतेक कि

जिनगीक अन्तिम यात्रा

लऽ जाइत अछि समसान।

सरहद

ई सरहद, ई सीमा

कथी-ले?

जमीन बाँटैले!

पर जमीनक संगे

मन बँटाइत अछि

मनुखकेँ मनुखसँ

अलग करैत अछि।




हम एक जाति छी

मानव जाति!

फेर किए नै कियो

ई बुझैत छी

जाति-पाति-ले किए लड़ै छी?

सरहद कऽ नाओंपर

भाय-भाय कऽ बाँटै छी

धिक्कार अछि हमरा

अपन मानवतापर

जे ऐ सरहदक सीमा

मे बैंध गेल छी

हमरासँ नीक

तँ ई हवा, पानि

आ चिड़ै-चुनमुनी अछि

जे स्वतंत्र भऽ ऐ

कातसँ ओइ कात तक

अपन संगी बनबैत अछि।

मुदा हम ऐ देवालक

बिच घेराएल छी

जखन लगैत अछि



जे आब सीमा मिटा जाएत

भाय-भायसँ गला मिलत

तब ई देवाल

और मजबूत भऽ

अकासकेँ छुबए लगैत अछि।

आखिर कहिया ई

सरहद हटत?

कहिया ई मनक देवाल गिरत?

हमर अबैबला पीढ़ी

अही देवालमे कैद रहत?

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.प्रदीप पुष्प- वैलेंटाइन स्पेशल...गजल सहित २टा गजल २. आशीष अनचिन्हार- ३टा गजल

१

प्रदीप पुष्प
वैलेंटाइन स्पेशल...
गजल

१

पीआरक सीजन हिट भ' गेल
पागो धोतीमे फिट भ' गेल

बहलै सगरो लवमय बसात
देसी कलचर एक्जिट भ' गेल

छौंड़ा छौंड़ी बनलै भजार
जे नइ सेहो परमिट भ' गेल

नबका नबका गिफ्टक लगान
टाका टोटल डेबिट भ' गेल

पीयो फेंको भेलै पिरीत
बिजनिस अजुका डिफनिट भ' गेल
(२२२२२२१२१ सब पाँतिमे|

२

के की कहलक की कहू
के की ठकलक की कहू

हमरो उजरे रंग छ'ल
के की दगलक की कहू

भेलै साधू आब सब
के की चिखलक की कहू

माया बड़का पैघ ई
के की रचलक की कहू

अखनो नै छी पास हम
के की जँचलक की कहू
(२२२२२१२ सब पाँतिमे

२

**आशीष अनचिन्हार**




## ३ टा गजल

1

मंच माला आ गर्जना भेटत

घोषणा छुच्छे घोषणा भेटत

मेहनति हेड़ा ने सकत कत्तौ

साध्य बनि गेने साधना भेटत

प्रेम छै देहक नेह छै मोनक

वासना केने वासना भेटत

रीत छै सभहँक एहने एहन

मान केने अवमानना भेटत

जज बनल अनचिन्हार लग खाली

एहने सन संभावना भेटत

सभ पाँतिमे 212+22+212+22 मात्राक्रम अछि

2

सरकार केकरो नै

दरबार केकरो नै

बकलेल जान दैए

बुधियार केकरो नै

जे बेचि देत एहन

अधिकार केकरो नै

जयकार छै छिनार

जयकार केकरो नै

हटले रहू बहुत दूर

चिन्हार केकरो नै




सभ पाँतिमे 2212+122 मात्राक्रम अछि

तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुकेँ संस्कृत परंपरानुसार दीर्घ मानल गेल अछि

चारिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुकेँ छूटक तौरपर लेल गेल अछि

3

नेह लगाबैए कियो कियो

भाग बनाबैए कियो कियो

आँखि बला भेटल बहुत मुदा

नोर लुटाबैए कियो कियो

आब तँ छै बेपार चोट केर

दर्द नुकाबैए कियो कियो

बात सुनाबैए सगर नगर

बात बुझाबैए कियो कियो




देह छुआबै आदमी बहुत

मोन छुआबैए कियो कियो

सभ पाँतिमे 21-1222-12-12 मात्राक्रम अछि

तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर अछि

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**राजेश मोहन झा ' गुंजन'**

वसंत गीत
(धुन:- सूफ़ियाना)
************
राखि वसंतक मान रे, घर पिया मोर औथिन।

भोरे आंगन कुजरय बायस,
मधुकर गाबथि गान रे, घर पिया मोर औथिन।

महुआ रस मे उपवन गमकय,
भेलै मधुमास जुआन रे,घर पिया मोर औथिन।

बाम नयन रहि रहि क' फड़कै,
लागल हुनके धियान रे, घर पिया मोर औथिन।

स्वागत मे तों गाबह कोयली,
गान वसंतक शान हे, घर पिया मोर औथिन।

राखि वसंतक मान रे, घर पिया मोर औथिन ॥
********




ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**बृषेश चन्द्र लाल**

**तप ?!**

कहाँदोन तप !

कथीलैँ ?!
अनेरे जान भफाबएलेल ?
बेसाहि आओर पीडा
अपनाकेँ उलाबएलेल ?!

ब्रह्म कोनो ‘राज्य’ छथि
जे चाटुकारसँ फुलि जएताह ?
सुनि स्तुति अपन
मस्त भ’ ओ झुलि जएताह ?
हास्य आ विनोदसँ
प्रिय जकाँ की खुलि जएताह ?
वा अहाँक जीहपर
मिसरी बनि घुलि जएताह ?!

‘जीवन’ कोनो कैद नहि
जे ‘मोक्ष’लेल मरैत फिरी !
‘कर्म’केँ कात कए
ल’ नाम धर्म सरैत फिरी !!

तप जौँ संघर्ष अछि
तँ आऊ अपन फाँड बान्हू,
लक्ष्यकेर भोगलेल
कर्मेटा अछि ‘धर्म’ मानू !
बाँहिं जखन कैसि जाएत
स्वेद श्रमैँ झरि जाएत
अमृतैँ गर तर हएत
‘रहस्य’क से तथ्य जानू !!
२६ माघ,२०७३
फेब्रुअरी 9, 2017




ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**भाषापाक**

**मुन्नी कामत- तीनटा बाल कविता- जतरा/ अंकक मेल/ बहिन**

जतरा

बाबू आबि रहल

अछि जतरा

लेब अहाँसँ लब कपड़ा

घुरैले जाएब

अहाँ संगे मेला

देखब ओतए

कठपुतलीक खेला

कीनब हम

एगो उड़न जहाज

तैपर बैस

घुमब सगरे संसार।

अंकक मेल

चलू खेलब आइ हम एगो खेल




जइमे एक संगे करब केतेक अंकक मेल।

1-2-3-4-5-6-7-8-9-दस

अइसँ आगू चलत एगो बस।

छुक-छुक नहि

ई तेज दौड़ैए

एक-पर-एक एग्यारह

भऽ जाइए।

एक-पर-दू बैस 12

एक-पर-तीन बैस 13

एक-पर-चारि बैस 14

एक-पर-पाँच बैस 15

एक-पर-छअ बैस 16

एक-पर-सात बैस 17

एक-पर-आठ बैस 18

एक-पर-नअ बैस 19

दूपर बैस जिरो बीस भऽ गेल

पहिले एक असगर छल

आब उन्नीसटा भऽ गेल!

अहिना एकता अपन जीवन




मे अहूँ लाउ

मिल कऽ अपन शक्ति बढ़ाउ।

**बहिन**

माए हमरा एगो

बहिन आनि दे।

चल बजार उ

बजैबला गुड़िया

कीनि दे।

जे हमरा भैया कहत

सभ साल हमरा हाथ

पर राखी बान्हत

उ चुलबुलिया मुनिया आनि दे।

किए तूँ हमरा

असगर रखने छँ

हमरासँ बहिनक सिनेह

छीनने छँ

तूँ हमर कान्हाकँ

राधा आनि दे

माए हमरा एगो बहिन आनि दे।

केकर भय तोरा सतबै छउ

कोन बात छै जे तोहर

आँखि भरै छउ

तूहों तँ केकरो बहिन छी

तँ फेर किए हमरा

बहिन-ले कंश बनल छैं

हमरा तूँ एगो मौका दऽ दे

माए हमरा बहिनक जिनगी बकैस दे

ई सोन चिड़ैया चिड़ियाँ आनि दे

माए हमरा एगो बहिन आनि दे।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह



मैथिली साहित्य आन्दोलन




रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि)ggajendra@videha.comकेँमेल अटैचमेण्टक रूपमेँ .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि।रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमेटाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।एतऽ प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक/ प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार ऐ ई-पत्रिकाकेँ छै। ऐ ई पत्रिकाकेँ श्रीमति लक्ष्मीठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकेँ ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

 ऐ साइटकेँ प्रीति झा ठाकुर, मधूलिका चौधरीआ रश्मि प्रिया द्वारा डिजाइन कएल गेल।५ जुलाई २००४ केँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ"जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA


*सिद्धिरस्तु*